# विदेह १ दिसम्बर २००८ वर्ष १ मास १२ अंक २३

 

*'विदेह' १दिसम्बर २००८ ( वर्ष १ मास १२ अंक २२ ) एहि अंकमे अछि:-*

## ३.पद्य



विदेह (दिनांक १ दिसम्बर २००८)

**१.संपादकीय** (वर्ष: १ मास:१२ अंक:२३)

मान्यवर,

विदेहक नव अंक (अंक २३, दिनांक १ दिसम्बर २००८) ई पब्लिश भऽ गेल अछि। एहि हेतु लॉग ऑन करू http://www.videha.co.in |

ई अंकक समर्पण गर्वक-संग ओहि 16 बलिदानीक नाम जे मुम्बईमे देशक सम्मानक रक्षार्थ अपन प्राणक बलिदान देलन्हि।

केसर श्वेत हरित त्रिवार्णिक
मध्य नील चक्र अछि शोभित
चौबीस कीलक चक्र खचित अछि
अछि हाथ हमर पताका ई,
वन्दन, भारतभूमिक पूजन,
करय छी हम, लए अरिमर्दनक हम प्रण।
अहर्निश जागि करब हम रक्षा
प्राणक बलिदान दए देब अपन
सुख पसरत दुख दूर होएत गए
छी हम देशक ई देश हमर
अपन अपन पथमे लागल सभ
करत धन्य-धान्यक पूर्ति जखन
हाथ त्रिवार्णिक चक्र खचित बिच
बढ़त कीर्तिक संग देश तखन।
करि वन्दन मातृभूमिक पूजन,
छी हम, बढ़ि अरिमर्दनक लए प्रण।
समतल पर्वत तट सगरक
गङ्गा गोदावरी कावेरी ताप्ती,
नर्मदाक पावन धार,सरस्वती,
सिन्धु यमुनाक कातक हम
छी प्रगतिक आकांक्षी
देशक निर्माणक कार्मिक अविचल,
स्वच्छ धारक कातक बासी,

कीर्ति त्रिवार्णिक हाथ लेने छी,
वन्दन करैत माँ भारतीक,
कीर्तिक अभिलाषी,
आन्धीक बिहारिक आकांक्षी।

१.एन.एस.जी. मेजर सन्दीप उन्नीकृष्णन्
२.ए.टी.एस.चीफ हेमंत कड़कड़े

३.अशोक कामटे

४.इंस्पेक्टर विजय सालस्कर

५.एन.एस.जी हवलदार गजेन्द्र सिंह "बिष्ट"

६.इंस्पेक्टर शशांक शिन्दे
७.इंस्पेक्टर ए.आर.चिटले
८.सब इंस्पेक्टर प्रकाश मोरे
९.कांस्टेबल विजय खांडेकर
१०.ए.एस.आइ.वी.अबाले
११.बाउ साब दुर्गुरे
१२.नानासाहब भोसले
१३.कांसटेबल जयवंत पाटिल
१४.कांसटेबल शेघोष पाटिल
१५.अम्बादास रामचन्द्र पवार
१६.एस.सी.चौधरी

संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ २९ नवम्बर २००८) ६६ देशक ६३० ठामसँ १,२७,०८० बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।

अपनेक रचना आऽ प्रतिक्रियाक प्रतीक्षामे।



गजेन्द्र ठाकुर, नई दिल्ली। फोन-09911382078

ggajendra@videha.co.in ggajendra@yahoo.co.in

## अंतिका प्रकाशन की नवीनतम पुस्तकें

**कहानी-संग्रह**

रेल की बात : हरिमोहन झा मू. सजिल्द १२५.०० पे.बै. ७०.००

छछिया भर छाछ : महेश ‘टारे मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. १००.००

कोहरे में कंदील : अवधेश प्रीत मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. १००.००

शहर की आखिरी चिडिय़ा : प्रकाश कान्त मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. १००.००

पीले कागज़ की उजली इबारत : कैलाश बनवासी मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. १००.००

नाच के बाहर : गौरीनाथ मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. १००.००

आइस-पाइस : अशोक भौमिक मू. सजिल्द १८०.०० पे.बै. ९०.००

भेम का भेरू माँगता कुल्हाड़ी ईमान : सत्यनारायण पटेल मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. ९०.००

कुछ भी तो रूमानी नहीं : मनीषा कुलश्रेष्ठ मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. १००.००

बड़कू चाचा : सुनीता जैन मू. सजिल्द १९५.००

**कविता-संग्रह**

या : शैलेय मू. १६०.००

कुर्आन कविताएँ : मनोज कुमार श्रीवास्तव मू. १५०.००

कब लौटेगा नदी के उस पार गया आदमी : भोलानाथ कुशवाहा मू. २२५.००

जीना चाहता हूँ : भोलानाथ कुशवाहा मू. ३००.००

**उपन्यास**

मोनालीसा हँस रही थी : अशोक भौमिक मू. सजिल्द २००.०० पे.बै. ८०.००

**इतिहास, स्त्री-विमर्श और चिंतन**

डिजास्टर : मीडिया एण्ड पालिटिकस : पुण्य प्रसून वाजपेयी मू. सजिल्द ३००.०० पे.बै. १६०.००

एंकर की नज़र से : पुण्य प्रसून वाजपेयी मू. सजिल्द ३५०.०० पे.बै. १७५.००

पालकालीन संस्कृति : मंजु कुमारी मू. २२५.००

स्त्री : संघर्ष और सृजन : श्रीधरम मू. २००.००

अथ निषाद कथा : भवदेव पाण्डेय मू. १८०.००

**शीघ्र प्रकाश्य**

बादल सरकार : जीवन और रंगमंच : अशोक भौमिक

किसान और किसानी : अनिल चमडिय़ा

माइक्रोस्कोप (उपन्यास) : राजेन्द्र कुमार कनौजिया

पृथ्वीपुत्र (उपन्यास) : ललित अनुवाद : महाप्रकाश

मोड़ पर (उपन्यास) : धूमकेतु अनुवाद : स्वर्णा

मोलारूज़ (उपन्यास) : **पियैर ला मूर** अनुवाद : सुनीता जैन

ज्या कोई है (कहानी-संग्रह) : शैलेय

एक साथ हिन्दी, मैथिली में सक्रिय आपका प्रकाशन

**श्रुति प्रकाशनसँ**

१.पंचदेवोपासना-भूमि मिथिला- **मौन** 

२.मैथिली भाषा-साहित्य (२०म शताब्दी)- **प्रेमशंकर सिंह** 

३.गुंजन जीक राधा (गद्य-पद्य-ब्रजबुली मिश्रित)- **गंगेश गुंजन** 

४.बनैत-बिगड़ैत (कथा-गल्प संग्रह)-**सुभाषचन्द्र यादव** 

५.कुरुक्षेत्रम्-अन्तर्मनक, खण्ड-१ आऽ २ (लेखकक छिड़िआयल पद्य, उपन्यास, गल्प-कथा, नाटक-एकाङ्की, बालानां कृते, महाकाव्य, शोध-निबन्ध आदिक समग्र संकलन)- **गजेन्द्र ठाकुर** 

७.हम पुछैत छी (पद्य-संग्रह)- **विनीत उत्पल** 

८. नो एण्ट्री: मा प्रविश- **डॉ. उदय नारायण सिंह "नचिकेता"** 

९/१०/११ १.मैथिली-अंग्रेजी शब्दकोश, २.अंग्रेजी-मैथिली शब्दकोश आऽ ३.पञ्जी-प्रबन्ध (डिजिटल इमेजिंग आऽ मिथिलाक्षरसँ देवनागरी लिप्यांतरण) (तीनू पोथीक संकलन-सम्पादन-लिप्यांतरण गजेन्द्र ठाकुर , नागेन्द्र कुमार झा एवं पञ्जीकार विद्यानन्द झा  द्वारा)

श्रुति प्रकाशन, रजिस्टर्ड ऑफिस: एच.१/३१, द्वितीय तल, सेक्टर-६३, नोएडा (यू.पी.), कॉरपोरेट सह संपर्क कार्यालय- १/७, द्वितीय तल, पूर्वी पटेल नगर, दिल्ली-११०००८. दूरभाष-(०११) २५८८९६५६-५७ फैक्स-(०११)२५८८९६५८

Website: http://www.shruti-publication.com

| | |
|---|---|
| ६.विलम्बित कइक युगमे निबद्ध (पद्य-संग्रह)- **पंकज पराशर**  |  |

## २.संदेश

**१.श्री प्रो. उदय नारायण सिंह "नचिकेता"**- जे काज अहाँ कए रहल छी तकर चरचा एक दिन मैथिली भाषाक इतिहासमे होएत। आनन्द भए रहल अछि, ई जानि कए जे एतेक गोट मैथिल "विदेह" ई जर्नलकेँ पढ़ि रहल छथि।

**२.श्री डॉ. गंगेश गुंजन**- एहि विदेह-कर्ममे लागि रहल अहाँक सम्वेदनशील मन, मैथिलीक प्रति समर्पित मेहनतिक अमृत रंग, इतिहास मे एक टा विशिष्ट फराक अध्याय आरंभ करत, हमरा विश्वास अछि। अशेष शुभकामना आ बधाइक सङ्ग, सस्नेह|

**३.श्री रामाश्रय झा "रामरंग"**- "अपना" मिथिलासँ संबंधित...विषय वस्तुसँ अवगत भेलहुँ।...शेष सभ कुशल अछि।

**४.श्री ब्रजेन्द्र त्रिपाठी, साहित्य अकादमी**- इंटरनेट पर प्रथम मैथिली पाक्षिक पत्रिका "विदेह" केर लेल बाधाई आऽ शुभकामना स्वीकार करू।

**५.श्री प्रफुल्लकुमार सिंह "मौन"**- प्रथम मैथिली पाक्षिक पत्रिका "विदेह" क प्रकाशनक समाचार जानि कनेक चकित मुदा बेसी आह्लादित भेलहुँ। कालचक्रकेँ पकड़ि जाहि दूरदृष्टिक परिचय देलहुँ, ओहि लेल हमर मंगलकामना।

**६.श्री डॉ. शिवप्रसाद यादव**– ई जानि अपार हर्ष भए रहल अछि, जे नव सूचना–क्रान्तिक क्षेत्रमे मैथिली पत्रकारिताकेँ प्रवेश दिअएबाक साहसिक कदम उठाओल अछि। पत्रकारितामे एहि प्रकारक नव प्रयोगक हम स्वागत करैत छी, संगहि "विदेह"क सफलताक शुभकामना।

**७.श्री आद्याचरण झा**– कोनो पत्र–पत्रिकाक प्रकाशन– ताहूमे मैथिली पत्रिकाक प्रकाशनमे के कतेक सहयोग करताह– ई तऽ भविष्य कहत। ई हमर ८८ वर्षमे ७५ वर्षक अनुभव रहल। एतेक पैघ महान यज्ञमे हमर श्रद्धापूर्ण आहुति प्राप्त होयत– यावत ठीक–ठाक छी/ रहब।

**८.श्री विजय ठाकुर**, मिशिगन विश्वविद्यालय– "विदेह" पत्रिकाक अंक देखलहुँ, सम्पूर्ण टीम बधाईक पात्र अछि। पत्रिकाक मंगल भविष्य हेतु हमर शुभकामना स्वीकार कएल जाओ।

**९. श्री सुभाषचन्द्र यादव**– ई–पत्रिका 'विदेह' क बारेमे जानि प्रसन्नता भेल। 'विदेह' निरन्तर पल्लवित–पुष्पित हो आऽ चतुर्दिक अपन सुगंध पसारय से कामना अछि।

**१०.श्री मैथिलीपुत्र प्रदीप**- ई–पत्रिका 'विदेह' केर सफलताक भगवतीसँ कामना। हमर पूर्ण सहयोग रहत।

**११.डॉ. श्री भीमनाथ झा**- 'विदेह' इन्टरनेट पर अछि तेँ 'विदेह' नाम उचित आर कतेक रूपेँ एकर विवरण भए सकैत अछि। आइ–काल्हि मोनमे उद्वेग रहैत अछि, मुदा शीघ्र पूर्ण सहयोग देब।

**१२.श्री रामभरोस कापड़ि भ्रमर**, जनकपुरधाम– "विदेह" ऑनलाइन देखि रहल छी। मैथिलीकेँ अन्तर्राष्ट्रीय जगतमे पहुँचेलहुँ तकरा लेल हार्दिक बधाई। मिथिला रत्न सभक संकलन अपूर्व। नेपालोक सहयोग भेटत से विश्वास करी।

**१३. श्री राजनन्दन लालदास**– 'विदेह' ई–पत्रिकाक माध्यमसँ बड़ नीक काज कए रहल छी, नातिक एहिठाम देखलहुँ। एकर वार्षिक अ्ंक जखन प्रिंट निकालब तँ हमरा पठायब। कलकत्तामे बहुत गोटेकेँ हम साइटक पता लिखाए देने छियन्हि। मोन तँ होइत अछि जे दिल्ली आबि कए आशीर्वाद दैतहुँ, मुदा उमर आब बेशी भए गेल। शुभकामना देश–विदेशक मैथिलकेँ जोड़बाक लेल।

**१४. डॉ. श्री प्रेमशंकर सिंह**- अहाँ मैथिलीमे इंटरनेटपर पहिल पत्रिका "विदेह" प्रकाशित कए अपन अद्भुत मातृभाषानुरागक परिचय देल अछि, अहाँक निःस्वार्थ मातृभाषानुरागसँ प्रेरित छी, एकर निमित्त जे हमर सेवाक प्रयोजन हो, तँ सूचित करी। इंटरनेटपर आद्योपांत पत्रिका देखल, मन प्रफुल्लित भ' गेल।

छन्हि) ggajendra@yahoo.co.in आकि ggajendra@videha.com कैं मेल अटैचमेण्टक रूपमैं .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकैत छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ' अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेताह, से आशा करैत छी। रचनाक अंतमे टाइप रहय, जे ई रचना मौलिक अछि, आऽ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि। मेल प्राप्त होयबाक बाद यथासंभव शीघ्र ( सात दिनक भीतर) एकर प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत। एहि ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक 1 आ' 15 तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

महत्त्वपूर्ण सूचना (१):महत्त्वपूर्ण सूचना: श्रीमान् नचिकेताजीक नाटक "नो एंट्री: मा प्रविश" केर 'विदेह' मे ई-प्रकाशित रूप देखि कए एकर प्रिंट रूपमे प्रकाशनक लेल 'विदेह' केर समक्ष "श्रुति प्रकाशन" केर प्रस्ताव आयल छल। श्री नचिकेता जी एकर प्रिंट रूप करबाक स्वीकृति दए देलन्हि। प्रिंट रूप हार्डबाउन्ड (ISBN NO.978-81-907729-0-7 मूल्य रु.१२५/- यू.एस. डॉलर ४०) आऽ पेपरबैक (ISBN No.978-81-907729-1-4 मूल्य रु. ७५/- यूएस.डॉलर २५/-) मे श्रुति प्रकाशन, १/७, द्वितीय तल, पटेल नगर (प.) नई दिल्ली-११०००८ द्वारा छापल गेल अछि। e-mail: shruti.publication@shruti-publication.com website: http://www.shruti-publication.com

महत्त्वपूर्ण सूचना:(२) 'विदेह' द्वारा कएल गेल शोधक आधार पर १.मैथिली-अंग्रेजी शब्द कोश २.अंग्रेजी-मैथिली शब्द कोश आऽ ३.मिथिलाक्षरसँ देवनागरी पाण्डुलिपि लिप्यान्तरण-पञ्जी-प्रबन्ध डाटाबेश श्रुति पब्लिकेशन द्वारा प्रिन्ट फॉर्ममे प्रकाशित करबाक आग्रह स्वीकार कए लेल गेल अछि। पुस्तक-प्राप्तिक विधिक आऽ पोथीक मूल्यक सूचना एहि पृष्ठ पर शीघ्र देल जायत।

महत्त्वपूर्ण सूचना:(३) 'विदेह' द्वारा धारावाहिक रूपे ई-प्रकाशित कएल जा' रहल गजेन्द्र ठाकुरक 'सहस्रबाढ़नि'(उपन्यास), 'गल्प-गुच्छ'(कथा संग्रह) , 'भालसरि' (पद्य संग्रह), 'बालानां कृते', 'एकाङ्की संग्रह', 'महाभारत' 'बुद्ध चरित' (महाकाव्य)आऽ 'यात्रा वृत्तांत' विदेहमे संपूर्ण ई-प्रकाशनक बाद प्रिंट फॉर्ममे प्रकाशित होएत। प्रकाशकक, प्रकाशन तिथिक, पुस्तक-प्राप्तिक विधिक आऽ पोथीक मूल्यक सूचना एहि पृष्ठ पर शीघ्र देल जायत।

महत्त्वपूर्ण सूचना (४): "विदेह" केर २५म अंक १ जनवरी २००९, ई-प्रकाशित तँ होएबे करत, संगमे एकर प्रिंट संस्करण सेहो निकलत जाहिमे पुरान २४ अंकक चुनल रचना सम्मिलित कएल जाएत।

महत्वपूर्ण सूचना (५): १५-१६ सितम्बर २००८ केँ इन्दिरा गाँधी राष्ट्रीय कला केन्द्र, मान सिंह रोड नई दिल्लीमे होअयबला बिहार महोत्सवक आयोजन बाढ़िक कारण अनिश्चितकाल लेल स्थगित कए देल गेल अछि।

मैलोरंग अपन सांस्कृतिक कार्यक्रमकेँ बाढ़िकेँ देखैत अगिला सूचना धरि स्थगित कए देलक अछि।

कथा

## १. सुभाषचन्द्र यादव


चित्र श्री सुभाषचन्द्र यादव छायाकार: श्री साकेतानन्द

सुभाष चन्द्र यादव, कथाकार, समीक्षक एवं अनुवादक, जन्म ०५ मार्च १९४८, मातृक दीवानगंज, सुपौलमे। पैतृक स्थान: बलबा-मेनाही, सुपौल- मधुबनी। आरम्भिक शिक्षा दीवानगंज एवं सुपौलमे। पटना कॉलेज, पटनासँ बी.ए.। जवाहरलाल नेहरू विश्वविद्यालय, नई दिल्लीसँ हिन्दीमे एम.ए. तथा पी.एह.डी.। १९८२ सँ अध्यापन। सम्प्रति: अध्यक्ष, स्नातकोत्तर हिन्दी विभाग, भूपेन्द्र नारायण मंडल विश्वविद्यालय, पश्चिमी परिसर, सहरसा, बिहार। मैथिली, हिन्दी, बंगला, संस्कृत, उर्दू, अंग्रेजी, स्पेनिश एवं फ्रेंच भाषाक ज्ञान।

प्रकाशन: घरदेखिया (मैथिली कथा-संग्रह), मैथिली अकादमी, पटना, १९८३, हाली (अंग्रेजीसँ मैथिली अनुवाद), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९८८, बीछल कथा (हरिमोहन झाक कथाक चयन एवं भूमिका), साहित्य अकादमी, नई दिल्ली, १९९९, बिहाड़ि आउ (बंगला सँ मैथिली अनुवाद), किसुन संकल्प लोक, सुपौल, १९९५, भारत-विभाजन और हिन्दी उपन्यास (हिन्दी आलोचना), बिहार राष्ट्रभाषा परिषद्, पटना, २००१, राजकमल चौधरी का सफर (हिन्दी जीवनी) सारांश प्रकाशन, नई दिल्ली, २००१, मैथिलीमे करीब सत्तरि टा कथा, तीस टा समीक्षा आ हिन्दी, बंगला तथा अंग्रेजी मे अनेक अनुवाद प्रकाशित।

भूतपूर्व सदस्य: साहित्य अकादमी परामर्श मंडल, मैथिली अकादमी कार्य-समिति, बिहार सरकारक सांस्कृतिक नीति-निर्धारण समिति।

## ओ लड़की

एक-दोसराक सोझा-सोझी बनल तीन टा होस्टल रहै, दू टा लड़काक आ एकटा लड़कीक । ओहि तीनूक बीचोबीच एक टा छोट सन मकान रहै ।ओहि मकान मे छात्र-छात्राक मनोरंजन लेल टेबुलटेनिस, चाइनीज चेकर, शतरंज सन खेलक व्यवस्था रहै । मकानक अगुअइत मे चाह, पान अफलक एक-एक टा दोकान रहै ।

होस्टल शहर सँ हटि क' एक टा सुरम्य पहाड़ी पर बनायल गेल रहै । ओहिठामक वातावरण एकदम शांत आ अध्ययन-मनन के अनुकूल रहै । ओतय अबाध स्वतंत्रता रहै । कोनो चट्टान पर बैसि कए अहाँ घंटाक घंटा चिन्तन मे लीन रहि सकैत छलहुँ या प्रेमिका संगे रभसल सपनामे डूबल रहि सकैत छलहुँ ।

मुदा एहि आधिदैविक आ रूमानी वातावरण पर दिनकें उदासी पसरल रहैत छलै । लड़का-लड़की पढ़ै-तढ़ै लए निकलि जाइ अ होस्टल भकोभन्न आ सून पड़ि जाइ ।मुदा साँझ पड़िते ओहिमे जीव पड़ि जाय । लड़का-लड़कीक चहल-पहल आ गनगनी कोनो पाबनि-तिहार सन लगै ।हैलो, हाय आ हाउ

आर यू सन कथनी हवामे उड़ैत रहै ।धनीक घरक ईलड़का–लड़की बेसी कए अंगरेजी बाजइ आ तखन एहन लगै जेना अहाँ हिन्दुस्तान मे नहि, लंदन या न्यूयार्क मे होइ।

साँझ पड़िते होस्टलक्क बीच ओह छोटका मकानक चारूकात लड़का–लड़कीजमा हुअय लागै। किछु ठाढ़े ठाढ़ आ किछु सिमटी वला बेच पर बैसि कए गप्प करै आ बहस करै। कोनो–कोनो बेंच पर खाली प्रेमीक जोड़ा बैसल रहै ।ए ई क्रम बड़ी राति धरि चलैत रहै। एहनो होइ जे साँझ पड़िते मोटरसाइकिल आ कार सँ शहरक लड़का आबै आ अपन –अपन प्रेमिका के ल'क'कतहु निकलि जाइ आ दू–चारि घंटामे छोड़ि जाइ। क्यो–क्यो होस्टले लग कार लगा क' कारे मे अपन प्रेमिका सँ गप्प करैत रहैत छलै।

एहने कोनो साँझक गप्प छियै। ओहि दिन नवीन भरि दिन होस्टलक अपन कोठलीमे बैसल पढ़ैत रहल छल। पढ़ैत–पढ़ैत ओकर माथ भारी भ' गेलै ।गोसांइ डूबि गेल रहै आ पछबरिया क्षितिज पर ओकर लाली पसरल रहै ।नवीन बिना स्वेटर पहिरने चाह पीबा लेल निकलि गेल। होस्टलक मेसमे खाली भोरे टा कें चाह भेटै। तें नवीन धीरे–धीरे अहि मकान दिस बढ़य लागल, जतय चाहक दोकान रहै। होस्टल सँ बाहर निकलिते ठंढा हवाक झोंक सँ ओकर देह सिहरि उठलै। मुदा स्वेटर पहिरय ल' ओ छूरल नहि। दलकी वला जाड़ नहि रहै। हवा सँ ओकरा ताजगी भेटलै आ माथ जे भारी रहै से हल्लुक होब' लगलै। मकानक आसपास अखन भीड़ नहि रहै। बेंच पर किछु जोड़ा रहै आ दोकान पर किछु लोक। एकटा कार लागल रहै ।कारमे एकटा लड़का आ एकाटा लड़की बैसल चाह पिबैत रहै। भरिसक चाह खतम भ'गेल रहै आ ओ दुनू खलियाहा कप थामने बैसल रहै। बुझेलै जेना लड़काकें एकाएक ई बोध भेलै ज ओ अनेरे हाथमे खलियाहा कप ल'क' बैसल अछि आ ओहि बेकारक बोझ हटाब' लेल कपकें कारक सीटपर राखय चाहलक। लेकिन लड़की ओकरा एना करय नहि देलकै। ओ लड़का वला कप ल' क' अपन कप पर राखि लेलकै। नवीन कें लगलै जेना ओलड़की आब कार सँ निकलतै आ अँइठ कप राख' चाहक दोकान पर जतैक। मुदा ओ ओहिना बैसल रहल। जखन कि सम्हारय कातिर ओ बेर–बेर कप दिस देखै आ एना कयलासँ ओकर ध्यान गप दिस सँ हटि जाय, तइयोजानि नहि कते रसगर गप्प चलैत रहै जे छोड़ल नहि जाय।

कार लग पहुँचि क' नवीन उड़ती नजरि सँ दुनूकें देखलक आ उदासीन भावें आगू बढ़ि गेल।

'एक्सक्यूज मी !'- पाछूसँ लड़कीक आवाज आयला।ओ नवीनकें बजबैत रहै ।आवाज सुनि क' नवीन कें आश्चर्य भेलै। कियैक बजा रहल छैक ई अपरिचित लड़की ? ओ पाछू घूमि क' आश्चर्य सँ लड़की कें देखलकै। लड़की जींस आ उजरा कुरता पहिरने रहै ।घूमिते लड़की पुछलकै–'अर यू गोईंग टू दैट साइड ?'

सवाल खतम होइते नवीनक नजरि लड़कीक चेहरा सँ उतरि क' ओकर हाथक कप पर चलि गेलै आ ओ अपमान सँ तिलमिला गेल। ओकरा भीतर क्रोध आ घृणाक धधरा उठलै। की ओ ओहि दुनूक अँइठ् कप ल' जायत ? लड़कीक नेत बुझिते ओ जवाब देलकै–'नो' ओकर आवाज बहुत तेज आ कड़ा रहै आ मुँह लाल भ' गेल रहै। ओकरा एहि बातक खौंझ हुअय लगलै जे ओकर जवाब एहन गुलगुल आ पिलपिल किए भ' गेलै ।ओ कियैक नहि कहि सकलै–निम्नवर्गीय दब्बूपनी आ संस्कार ओकरा रोकि लेलकै। नवीन पान वला दोकान पर जा क' ठाढ़ भ' गेलै। ओ ऊपर सँ शांत बुझाइतो भीतरे–भीतर बहुत उत्तेजित रहै। ओ खाली ठाढ़ रहै। बाहरी दुनिया सँ निर्लिप्त।

'क्य लोगे साहब ?'-विचित्र नजरि सँ तकैत पानवला पुधलकै त' ओ अकबका गेल ।ओकरा की लेनाइ रहै ? कनी काल धरि ओ किधु सोचिये नहि सकल। 'हँ, सिगरेट।'-ओ दोकनदार कें कहलकै। सिगरेट ध्राए क' नवीन सोचय लागल ओकरा त' चाह पिबै लेल जेनाइ रहै फेर एतय कियैक रूकि गेल। की ई देखाब' लेल जे देख हम ठीके ओम्हर नहि जा रहल छी ? कते फोंक आ डेरबुक अछि ओ ? तोरा हिम्मत कोना भेलौ ? कियैकनहि कहि सकलै ओ! की ओ ठीके दब्बू अछि ? आदब्बूपनीए कारणे ओकरा मुँह सँ निकलि गेलै–नो भरिसक ई बात नहि छैक। मरजाद आ शालीनताक लेहाज नहि होइतै त' चाहक बदला ओ पानक दोकान पर किए ठाढ़ होइत। मुदा ई शालीनताक ढोंग नहि भेलै ?

नवीन बेचैन रहै आ जल्दी–जल्दी सिगरेटक सोंट मारैत रहै ।ओकरा ई बात परेशान कयने रहै जे लड़कीक मनमे एहि तरहक प्रस्ताव करबाक विचार अयलै कियैक। की ओ अपनाकें श्रेष्ठ आ हमरा नीच आ तुच्छ बूझि लेने रहै ?हँ, साइत यैह बात रहै। नवीन सोच मे पड़ल रहै। सिगरेट जरि क' आब ओकर अंगुरी जरबय लागल रहै। सिगरेट फेकि क' ओ चाहक दोकान पर चलि गेल।

नवीन ढील भेलै आ लड़कीक ओहि समयक चेहरा ओकर बिधुआयल मुहेंठक लेल नवीन कें अफसोस भेलै ।ऊ सोचय लागल जँ कप लइये लितियै त' की भ' जइतियै। एहि सँ ओकर चरित्रक उदारता आ भद्रते सोझाँ अबितै। ओ छोट नहि भ' जाइत, ई ओकर बड़प्पन होइतै। ओहिठमक जीवनमे ककरो कोनो छोट–मोट मदति करब आम बात रहै आ ई ककरो खराब नहि लागै। सहयोगक एहन भावना सँ नवीन अपरिचित नहि रहय। तइयो पता नहि की रहै जे ओ भड़कि गेल रहै।

नवीन कें लगैत रहै ओकर दुनिया अलग छै आ ओहि लड़कीक दुनिया अलग। दुनूमे कोनो मेल नहि छैक। ओहि लड़कीक दुनिया चाहियो क' नवीनक दुनिया नहि भ' सकैत छलै आ नवीनक दुनिया लेल ओहि लड़की मे कहियो कोनो चाहत नहि भ' सकैए। नवीन कें बुझेलै साइत सम्पन्नताक चिक्कन चाम आ रौद–बसातक सुक्खल चामक अन्तरे ओकरा भड़का देने होइ। ओ निश्चय नहि क ' पाबैत रहै। कही एहन त ' नहीं जे ओ लड़की अकारण ओकरा नीक नहीं लागल होइ आ ओ भभकि उठल हो ? मुदा से बुझाइत नहीं रहै। भरिसक ओकर भंगिमा, ओकर स्वरमे किछु रहै। ओकर अनुरोध मे अधिकारक भाव रहै, याचनाक नहीं।

नवीन ओकर आकृतिकें मोन पाड़य लागल। ओकर चेहरा मरदाना रहै। जनीजाति मे जे लाज आ कोमलता होइ छै, ओकरामे से नहि रहै। ओहि लड़कीमे किछु एहन रहै जे कठोर रहै आ विकर्षित करैत रहै। नवीन सोचैत रहल। ककरो ने ककरो गलती जरूर रहै। या त' ओहि लड़की के प्रस्ताव ठीक नहि रहै या नवीनक प्रतिक्रिया उचित नहि रहै। दुनूमे क्यो दोषी रहल हएतै या दुनू दोषी हेतै या दुनूमे क्यो नहि। कोनो कारणो जरूर रहल हेतै। कारण आरो भ' सकैत छल। ठीक–ठीक किछु नहि कहल जा सकैए। खाली एतबे साँच छै जे लड़की उदासभ' गेल छलै आ नवीन दुखी रहैआ सोचने चल जाइत रहै।



**वृषेश चन्द्र लाल**–**जन्म 29 मार्च 1955 ई. कँ भेलन्हि। पिताः स्व. उदितनारायण लाल,माताः श्रीमती भुवनेश्वरी देव। हिनकर छठिहारक नाम विश्वेश्वर छन्हि। मूलतः राजनीतिककर्मी। नेपालमे लोकतन्त्रलेल निरन्तर संघर्षक क्रममे १७ बेर गिरफ्तार। लगभग ८ वर्ष जेल ।सम्प्रति तराई–मधेश लोकतान्त्रिक पार्टीक राष्ट«ीय उपाध्यक्ष। मैथिलीमे किछु कथा विभिन्न पत्रपत्रिकामे प्रकाशित। आन्दोलन कविता संग्रह आ बी.पीं कोइरालाक प्रसिद्ध लघु उपन्यास मोदिआइनक मैथिली रुपान्तरण तथा नेपालीमे संघीय शासनतिर नामक पुस्तक प्रकाशित। ओ विश्वेश्वर प्रसाद कोइरालाक प्रतिबद्ध राजनीति अनुयायी आ नेपालक प्रजातांत्रिक आन्दोलनक सक्रिय योद्धा छथि। नेपाली राजनीतिपर बरोबरि लिखैत रहैत छथि।**

बी. पीं कोइराला कृत मोदिआइन मैथिली रुपान्तरण बृषेश चन्द्र लाल

स्टेशनसँ बाहरक दृश्यकें घुरिघुरि कऽ देखैत हम मिसरजीक पाछँा चलय लगलहुँ। अनगिन्ती एक्का, सम्पत्तिक लेखे नहि। बुझाइत छलैक जेना बैलगाड़ीसभक तोड़ सड़कपरसँ कखनो समाप्त नहि होयत। स्टेशनक हत्तासँ सटले उत्तर–दक्षिणदिसि गेल सड़कपर सुर्खी आ' माटिक गर्दा निरन्तर उड़ि रहल छलैक ।तखने एकगोट गाढ़ हरियर पेन्ट कयल चमकैत फिटिन आयल जाहिमे

पयरसँ दबादबाकय टन–टन घण्टी बजाओल जाऽ रहल छलैक । सड़कपर चलैत यान–वाहन आ' लोकसभपर गर्वसँ टनटनाइत धड़फड़ाकय कात होइत मिसरजी हमरो पिचायसँ बचबैत कहलाह — " कात होउ, कात होउ राजदरबारक फिटीन गाड़ी छैक । "

दड़िभङ्गा ठीके बहुत बड़का छल, बहुतो नहि सोचल चीज–वस्तु देखि हम उत्सुक आ' भयग्रस्त भऽ गेल छलहुँ । स्टेशनसँ सटले बाहर ओहिपार एकगोट विशाल पोखरि रहैक जकर स्टेशन दिसुका कातमे एकलाइनसँ मोदीसभक दोकानसभ छलैक ।दोकानसभ अर्थात फूसक झोपड़ीसभ । आगाँमे काठक चौकी तैपर ढ़ाकीसभमे भरल छल चूड़ा, भुज्जा, बदाम (चना) अथवा गहुँमक सतुआ, गुड़ आ' किछु पुरान लड़ू, नोन, मिरचाई, आ' कोनो–कोनो दोकानमे दही सेहो सजाकय राखल रहैक । हमसभ ओही दोकानसभमेसँ एक कातक एकगोट दोकानमे पैसलहुँ जकर कर्त्ताधर्त्ता एकगोट नाम आ' हृष्टपुष्ट कदकाठीक सुन्नरि आकर्षक मोदिआइन छलि । मोदी छल दुब्बर–पातर प्राणी । नीच्चा असोराक ओरीयानीमे बीच–बीचमे खोकैत नारियलक गट्टावला हुक्का सुड़कैत रहैत छल । मोदिआइन अपन दोकानक भोज्यसामग्रीसभक ठीक पाछाँ पलथी मारि बैसलि व्यग्र आ' चिन्तित स्वरमे पिताकय बाजि रहलि छलि — " वैद्यलग जा कऽ दवाई लाबक छह कि नहि ? कयबेर कहलियैक जे हुक्कासँ दम आओर फुलतैक मुदा धनसन "

मोदिआइन बीच–बीचमे अपन बड़का डण्टाबला ताड़क पंखासँ एक हाथेँ अपन देहकेँ होंकैत भोज्यसामग्रीसभपर झिनकैत माछी आ' बिढ़नीसभकेँ सेहो भगा रहलि छलि । मिसरजी ओकर पतिप्रतिक एकाग्रताकेँ भङ्ग करैत जोरसँ कहलखिन्ह — " मोदिआइन "

दूगोट गहिंकी ( हमरासभकेँ ) देखि ओकर स्वर एकदम कोमल भऽ गेलैक — " आउ, आउ बहुत दिनपर अयलहुँ "

ओकर उज्जर सुन्नर दाँतसभ चमकि उठलैक । मुँहपरक मुस्की आत्मीयताक भावक सङ्केत प्रेषित कऽ रहल छलैक । हमरा देखिते अत्यन्त भावपूर्ण सिनेहसँ ओ बाजलि — " बौआकेँ बड्ड भूख लागल हएतन्हि । ◌◌◌ देखू तऽ, ठोर कोना सुखा गेल छैक "

हम चट्ट दऽ अपन ठोरकेँ जीभसँ चाटि भिजयबाक प्रयत्न कयलहुँ । मो◌ेदिआइन हमरासभक स्वागतमे चौकीसँ उतरलि । ओकर नमहर काठी तखन खुलि कऽ स्पष्ट भ कऽ आयल । स्थूल नमहर शरीर, ढ़ोढ़ीसँ उपरेक बिना बटमबला बड़का गलाक छिटक बलाउज पेटक कनेक नीच्चे एकगोट गिरहपर अँड़ल एगारह हाथक नील साड़ी, चाकर–चाकर तथा विभिन्न आकार–प्रकारक कानमे, गड़मे आ' पएरमे चानीक गहनासभ, हातमे बरोबरि नीच्चा सड़कैत बाजुबन्द आ' बेरबेर फुजैत खोपा सम्हारयलेल उठैत हाथ — एहन रहय मोदिआइन । एहन नाम मौगी प्रायः नहिये भेटत । सेहो विहारक उत्तरी भागमे जतय मनुखक आकार सामान्यतया मझोल होइत छैक भेटक तऽ गप्पे व्यर्थ । कनेक काल हम टकीटकी लगाकय देखिते रहलहुँ । ओ झुकलि आ' हमर काँखतरक मोटरी लऽ लेलकि । ओकर बडका–बड़का कारी–कारी आँखि, सुन्नर आ' समटल कारी भौं तथा पपनी, मुँहक रंग तऽ कारिये मुदा गढ़नि अत्यन्त नीक रहैक । स्वस्थताक चमकिसँ भरल–पूरल चमकैत मुँह बीच–बीचमे ओकर हँसनाईसँ आओर निखैरि जाइत छलैक । मोदिआइनक सामान्य मुस्कीयोमे ओकर पातर लाल ठोर आओर लाल भऽ जाइत छलैक जाहिसँ ओकर सौन्दर्य

आओर बढ़ि जाइक। हाथ–पयर, बाँहि सभ पुष्ट आ' आकर्षक छलैक। ओतहि नीचा खोंकैत चोटकल गाल घोकचल कल्लाबला बैसल आदमीक धँसल छाती आ' हड्डी–हड्डी देखाइत शरीरकेँ देखि बुझाइत छलैक जेना ओ दुनू सँयबहु नहि भिन्न काल तथा स्थानक प्राणीसभ होय। हमरा एखन मोन पड़ैयऽ, ओकरासभकेँ धियापुता नहि रहैक। किएक तऽ हम ओतय कोनो नेनाभुटकाकेँ नहि देखलहुँ। शायद तेँ मोदिआइनपर उमेरक तेहन प्रभाव नहि पड़ल छलैक। पता नहि, मोदिआइनक उमेरे कम छलैक अथवा बेशी होइतो बुझयमे नहि आबि रहल छलैक। इहो भऽ सकैछ जे ओकर उमेर यथार्थमे कम रहल हेतैक मुदा देखयमे कनेक बेशीये बुझाइक। बात चाहे जे होउक मुदा ओकरामे दुनू चीज देखाइक — परिपक्वतो आ' जुआनीक कोमलतो।

हमराप्रतिये ओकर व्यवहार अत्यन्त आत्मीय छलैक। ओ हमरा पुछलकि — "बौआ, दड़िभङ्गा पहिलबेर अयलहुँ अछि ?"

हम मुड़ी डोलबैत 'हँ' कहि देलिऐक।

एखनतक मिसरजी अपन मोटरीसँ धोती बाहर निकालि कोंचिया नेने छलाह। मोदिआइन हमरो कहलकि — " अहूँ नहायलेल चलि जाउ उ लगेक हड़ाहा पोखरिमे चलि जाउ। पानि शीतल आ' निर्मल छैक, मुदा कातेमे नहायब उ बेशी दूर नहि जायब। बड्ड गहींर अछि हड़ाहा "

मोदिआइनक बातपर अनायासे हमर मुँह फुजि गेल। हम गर्वसँ कहलिऐक — "हमरा हेलय अबैत अछि।"

ओ हमरा समझऔलकि — " हेलय अबैत अछि से घमण्ड पोखरि, नदी, मोन्हि, बड़का खधिया, दह लग नहि करी।एहिसभमे देवताक वास रहैत छैक। गर्वक बोली पसिन्न नहि होइत छन्हि हिनकासभकेँ उ अही हड़ाहा पोखरिमे कतेक अपनाकेँ बुझयबला "

मिसरजी ओम्हर पहुँच गेल छलाह, हमरा सोर कएलन्हि — "कतेक अबेर करैत छी, बौआ जल्दी आउ।"

मोदिआइन बाजलि — "जाउ, नहाकय जल्दी आउ उ तावत हम चूड़ा, दही, गुड़ आ' मिठाई परसिकय राखि दैत छी। हे, कातेमे नहाएब उ कातेमेऽ "

ठीकेमे ओहन पोखरि हम कहियो नहि देखने रही। पूर्वरिया भीड़पर ठाढ़ भऽ पछबारी भीड़दिसि तकलापर ओम्हुरका लोककेँ ठीकसँ चिन्हनाई मुश्किल छलैक। ओहिपार आम आ' सिसोक एकटा घन फुलवारी रहैैक। हड़ाहा वास्तवमे अथाह आ' गहींर छल होयत। पूर्वरिया भीड़ स्टेशनदिसि भेलाक कारणेँ प्रयोगमे छल। उतरबरिया भीड़पर दने सड़क भेलाक कारणेँ ओम्हरो घाट बनल रहैक, मुदा पछबरिया आ' दछिनबरिया भीड़पर जङ्गल–झार आ' फुलवारीयेटा छलैक।

घाटपर अङ्गा निकालैत काल हमरा मोदिआइनक चेताओनी मोन पड़ि गेल। ओ स्पष्टे ईहो झलकोने छलि जे बहुतो आदमी एहिठाम डुबि कऽ मरि गेल अछि। हेलयमे तेजसभ सेहो। ओ एहिमे बसल देवतासभक बारेमे सेहो चेतऔने छलि। हमहुँ एहि

अपरिचित स्थानमे कातेमे नहाएब उचित ठनलहुँ। आकाशमे एकबेर मेघक छोटका टुकड़ी पोखरिपर छाहरि दैत ससरलैक। पोखरिक पानि अनायास ककरो तमसायल मुँह जकाँ कारी भऽ गेलैक। तखने बसातक झोंकसँ सेहो ओहि पोखरिक अथाह जलराशि आन्दोलित जकाँ भऽ गेल। लाखों लघु लहरिसभ पूरा पोखरिमे व्याप्त भऽ हिलोरि मारय लागल जेना केओ ककरो एकाग्रता भङ्ग कऽ देने होइक आ' तैं केओ विक्षुब्ध भऽ गेल होय।साँचे, हमरा डर लागि गेल। कातेमे चटपट नहाकय हम सोझे मोदिआइन लग फिरि अयलहुँ।

मोदिआइन प्रसन्न मुद्रामे भोजन–सामग्री ओड़िओने ओकर रखवारी करैति हमर प्रतीक्षा कऽ रहलि छलि। पातर पितरिया थारीमे धोअल फुलायल चूरा तथा ओहीमे दूगोट लड्डू नोन आ' गुड़ सेहो राखल छल। दही छाँछिमे छलैक।

मोदिआइन बाजलि — " लियऽ, नीकसँ बैसि कऽ खाउ उ मिसरजीक रस्ता देखब आवश्यक नहि। ओ सन्ध्या कऽ कऽ अओताह। देरी लगतन्हि। बच्चासभमे एकर विचार आवश्यक नहि। "

ओ फेरो बाजलि — " हड़ाहा पोखरि कतेक नमहर अछि उ ◌◌◌ नहि ? केहन लागल बौआ, अहाँकेँ ? आ' फेरो पानि कतेक कञ्चन तथा शीतल छैक नहि ? "

हम पुछलिऐक — " मोदिआइन, हड़ाहा पोखरिमे देवता रहैत छथिन्ह ? घमण्डीपर तमसा जाइत छथिन्ह ? कतेक आदमी डूबल हएत एखनतक ओहि पोखरिमे ? "

" कतेक ने कतेक के कहि सकत ? ओ कोनो हलहा आ' नवका पोखरि अछि से ओहिमे बड्ड उग्र देवतासभक वास छन्हि। एहि जिल्लामे एहन दोसर पोखरि नहि छैक "

हमहुँ उत्सुकतापूर्वक समर्थन करैत कहलिऐक — " हँ, से तऽ ठीके। एहन नमहर पोखरि हमहु कतहु नहि देखने छलहुँ उ "

हमरा खाइत देखि मोदिआइन अत्यन्त सिनेहपूर्वक देखैति आगाँ बाजलि — " बौआ, अहाँ की करैत छी ? पढैत छी कि नहि ? "

हम कहलिऐक — " पढ़ैत छी।"

ओ घुसकिकय लग आबि फेर पुछलकि — " की पढ़ैत छी, बौआ ?"

" ए बी सी डी "

" पढ़िकय की करब ? "

घरमे जेना हम अखनतक कहैत आयल छलिऐक तहिना निर्भिक भावेँ हम ओकरो कहलिऐक — " बड़का आदमी बनब। "

ओ फेरो पुछलकि — " केहन बड़का आदमी ?"

हमरा एहन प्रश्नक उत्तर ज्ञात नहि छल। चुपचाप खाइत रहलहुँ। ओ लगेमे स्थिरसँ बैसलि रहलि आ' बाजलि — " बडका आदमीसभ नहि जानि कतेक किसिमक होइत अछि ? मुदा नीक आदमी सभतरि एक्के प्रकारक भेटत उ बड़का बनय दिसि नहि जाउ। बौआ, नीक बनक कोशिश करु। नीक "

कातसँ खोंकैत मोदी नकिआइत कहलकैक — " मोदिआइन, ई तोहर कोन आदति छौक ? सभकेँ ई उपदेशे देमय लगैत अछि उ "

तावत मिसरजी सेहो नहा–धो कऽ आबि गेल छलाह। मोदिआइन फुरफुराकय उठलि आ' हुनका सम्बोधित करैत बाजलि — " बौआ भूखायल होयताह से सोचि हम हिनका दही चूरा खायलेल देलियन्हि। अहाँ भानस अपने करब तऽ चाउर, दालि, घी, तेल, जारनि आदि सभ ठीकठाक कऽ कऽ राखि देने छी। चुल्हि सहो फुकि दैत छी। आ' नहि तऽ दहीये चूड़ा खा लियऽ "

मिसरजी कहलखिन्ह — " आब अखन हमरा भानस करक आँट नहि रहि गेल अछि। "

हुनकालेल दही–चूराक व्यवस्था करयहेतु मोदिआइन चौकीपर चढ़लि।

मिसरजीकेँ खुआ–पीआकय ओ भीतर अपन घरमे गेलि। तखने मोदी सेहो खों–खों करैत ओकरहि पाछाँ भीतर गेलैक। प्रायः ओहोसभ दिनुका भोजन करय लागल छल। मुँहमे कौर देनहिं मोदिआइन भीतरसँ बाजलि — "कौआ–चील ने कहीं आबि जाई। कने देखबैक। हम तुरत्ते अबैत छी। "

(अगिला अंकमे)

उपन्यास– चमेली रानी



जन्म 3 जनवरी 1936 ई नेहरा, जिला दरभंगामे। 1958 ई.मे अर्थशास्त्रमे स्नातकोत्तर, 1959 ई.मे लॉ। 1969 ई.मे कैलिफोर्निया वि.वि.सँ अर्थस्थास्त्र मे स्नातकोत्तर, 1971 ई.मे सानफ्रांसिस्को वि.वि.सँ एम.बी.ए., 1978मे भारत आगमन। 1981-86क बीच तेहरान आ फ्रैंकफुर्तमे। फेर बम्बई पुने होइत

2000सँ लहेरियासरायमे निवास। मैथिली फिल्म ममता गाबय गीतक मदनमोहन दास आ उदयभानु सिंहक संग सह निर्मातातीन टा उपन्यास 2004मे चमेली रानी, 2006मे करार, 2008 मे माहुर।

## चमेली रानी– केदारनाथ चौधरी

कष्ट भेलनि तकर हाल की कहल जाय। सुपती गाँथ बला बनबिलाड़ बनल।

मुदा ओहि सभ काज मे दू वर्षक समय बीति गेलनि तखन चिनगारीजी कें एकाएक मोन पड़लन्हिशनिचरी। शनिचरी मोन पड़िते ओ ब्याकुल भ मोदियानिक अड्डाक हेतु प्रस्थान केलनि।

कनही मोदियानि हुलास सँ चिनगारीजीक स्वागत करैत बाजल रे चिनगारी! तोहर अमानत कें हम ओरियाक राखल। मुदा गारल असर्फी कें लेबा सँ पहिने अगिला–पिछला हिसाब चुकता क दे।

चिनगारीजी भावुक भ उठला आँखि सँ नोर टपकय लगलनि कंठ अवरुद्ध भ गेलनि। ओ गड्डीक गड्डी नोट कनही मोदियानिक पयर पर पसारि देलनि। फेर एकटा पैघ सूटकेश कें आगाँ करैत बजलाह अहि मे अगेली–पिछेली सोनाक गहना आ वस्त्रा भरल अछि।

कनही मोदियानिक आँखि फाटि क बाहर निकल लगलै। ओ आश्चर्य सँ चिनगारी कें निहारय लागलि। चिनगारी अत्यन्त नम्र वाणी मे बजला हम जे किछु छी से अहाँक परसादे। अहाँ ई किएक बुझलियैक जे हम अहाँक स्वागत मे खाली हाथे आयब। हयै मोदियानि! चिनगारी अहाँक सेवक अहाँक अज्ञाकारी।

कनही मोदियानि कें सुइद–मूर सँ कइएक गुणा बेसि भेटि गेलै। ओ हँसैत बाजलि एकटा औरो बात जानल जाए हे मनीस्टर साहेब! गंगा–कात सँ एकटा मनुक्ख कें आनि जकर नाम छियै कीर्तमुख शनिचरीक बियाह करा देलियैक अछि। आखिर समाज सँ लोक–लाज सँ अहाँक रक्षा करब आवश्यक छल। कीर्तमुख कें सहवास करैक लूरि नहि छैक। शनिचरी सँ बच्चा अहाँ जन्माउ आओर बाप बनत कीर्तमुख।

हे एकरा कहै छैक बुद्धि। कनही मोदियानिक सोचब भविष्य कें काया–कल्प बनेबा मे के सकत।

चिनगारीजीक विभागक गाड़ी बडीगार्ड आ पीए आदि सभ कियो पटना वापस भेल। चिनगारीजी बहुतो दिन तक कनही मोदियानिक अड्डा मे अटकल रहलाह। मध मे घोरल शुद्ध शिलाजीतक बुकनी मिसरी देल ललका अरहुलक मोरब्बा आओर गिलासक गिलास बकरीक दूध मे बादाम केसर आ हफीम फेंटल पेय कें चिनगारीजी उदरस्त करैत रहलाह एवं कनही मोदियानिक व्यवस्था मे जमकल रहलाह। परिणाम भेल युधिष्ठिरक आगमनक सूचना।

बिदाह हेबाकाल चिनगारीजी कनही मोदियानि कें बुझा क कहलनि जेशनिचरीक खरचा होइबला बच्चाक खरचा कीर्तमुखक खरचा आ आन सब खरचा मासे मास पटना सँ आयल करत। कोनो बातक चिन्ता जुनि करब। सत्ो मनीस्टर की ने क सकैत अछि

कालक्रमे युधिष्ठिरक अहि भूलोक मे पदार्पण भेलनि। मुदा हुनक जन्मक बाद चिनगारीजी फेर कनही मोदियानिक अड्डा पर वापस नहि आबि सकलाह।

पटनाक नेतागणक बीच यद्यपि चिनगारीक कीर्ति–पताखा बड़ उच्च मे फहराइत रहैन्ह मुदा ओ एकटा पैघ पाप क बैसलाह तकर प्रायश्चितो नहि क सकलाह। सबटा नसीबक दोष।

पहिल केबिनेटक मीटिंग। सीएम गुलाब मिसिरक भाषण भेल भाइ लोकनि हम जो कुछ बोलता हूँ उसको आप सभी धियान से सुनने का कष्ट करें आऊरो सचेत हो जायें। हमरा एक मंत्रा है सातू खाते रहो राज करते रहो। कँग्रेसिया सातू छोड़ा खाने लगा पोलाव। नतीजा क्या हुआ सब मैटर आपके सामने है। हम फिर दोहराता हूँ सातू जिन्दाबाद! सातू जिन्दाबाद!

मुदा चिनगारीजी अपन नेताक गुरुवाणी बिसरि गेलाह। पोलाव बिरयानी मूर्ग-मोसल्लम कटिया भरल ठर्रा। पहिने हुनका ब्लड प्रेसर धक्का देलकनि फेर डाइभीटिजा। डाक्टर भेटलनि चाइबासाक सेडूल्ड ट्राइब्सक नम्बर दूक डा. पी. के. मूरमूर।

डाक्टर मूरमूर जखन पहिल मेडिकल परीक्षा मे दाखिल भेल छलाह त कुल मार्क्स एलनि एगारह। हुनकर सहोदर भ्राता हेल्थ मनीस्टर छलथीन। हुनका परम आश्चर्य भेलनि कुछ हो एग्गारह नम्बर तो लाया। अब मेरा भाई डाक्टर बनकर रहेगा।

डाक्टर मूरमूर चिनगारीजीक जाँच केलथिन्ह आओर उपदेश देलथिन्ह बड़ा आदमी का निसानी है ब्लड प्रेसर और डाइबीटिजा दवा लिख दिया है खाते रहिए और देश का काज करते रहिए।

एलोपैथी दवाइ खाइबला कैं जँ भोरुका उखराहा मे मुँह मे खटमिट्ठीक स्वाद अबैक त सचेत भ जेबाक चाही। मुदा चिनगारीजी मनीस्टर। हुनका चेतबाक फुर्सति कहाँ

ओहि दिन चिनगारीजी रतुका खुमारी तोड़ैक लेल पहिने ललका रमक एक गिलास पिलनि। फेर ब्रिटानिया बिस्कुट कैं चिकेन सूप मे भिजा क मुँह मे रखलनि की पेट मे हूक उठलनि। कनिएँ कालक बाद पेट मे मरोड़। पेटक वस्तु बाहर हेबालेल भगवान मनुक्खक शरीर मे दूटा द्वार देने छथिन्ह। चिनगारीक दुनू द्वारक पट एकहि संग खुजि गेलनि। पछिला रतुका खेलहाअखरोट छहोड़ा किसमिस साबुत निकलय लागल। डा. मूरमूर एलाह आ चिनगारीजी कैं देखिते बजलाह इसको तुरंत अस्पताल भेजो। मरीज बहुत गन्दा है।

अस्पतालक नाम भेल अभावक पराकाष्ठा। चिनगारीजी अस्पतालक अव्यवस्थाक कौतुहल मे फंसि गेलाह आ मुँह-बाबि दम तोड़ि देलनि। कियो कहलक हार्ट फेल हो गया। दोसर कहलक नही नही पेट मे भुरकी हो गया। कियो किछु त कियो किछु।

किछु होउक मनीस्टर बला बात। आध दर्जन डाक्टर गहन छान-बीन केलाक बाद निर्णय देलक चिनगारीजी मर चुके हैं। सच तो यह है कि अस्पताल आने के मार्ग में ही इनकी मृत्यु हो चुकी थी।

संध्याकाल सीएम रेडियो पर भाषण देलनि चिनगारीजी एक करमठ इमानदार त्यागी और प्रान्त के महान नेता थे। हमलोगों को भवसागर में छोड़कर चले गए। उनके रिक्त स्थान की पूर्ति कोई नहीं कर सकता है। हम उनके आत्मा की शान्ति का प्रार्थना करता हूँ।

कनही मोदियानि कैं जखन चिनगारीक मृत्युक समाचार भेटलै त ओ आकुल भ क बफारि तोड़ब शुरू केलक। नवका नोटक फरफराइत गड्डी ओकरा आँखि मे स्वप्नवत घुम लगलै। मुदा बहुत जल्दीए ओ अपन ध्ैर्य कैं बाकुट मे समेटलक। अरे! विधाताक बनाओल विधि व्यवस्था सबसँ ऊपर।

कनही मोदियानि शनिचरी कैं बजा क कहलकै चूड़ी नहि फोड़ रह दे सेनूर नहि पोछ ललका-पिअरका नुआ पहिरते रह । आइ तक तूँ परतंत्रा छलह। आब हे रूपवती शनिचरी! तूँ स्वतंत्रा छह। सौंसे संसार मे उड़ । अपनो प्रसन्न रह आ हमरो प्रसन्न करैत रह ।

शनिचरी कैं स्वतंत्रा होइत देरी कनही मोदियानिक आमदनी मे इजाफा भेलैक। ओम्हर आमदनी बढ़ैत गेल आ एम्हर शनिचरी क्रमशः चारिटा आओर बेटाक जन्म देलक। मुदा अन्तिम बेटाक जन्म-काल बुझू धरती फाटि गेलै आ शनिचरी ओहि मे समा गेलि।

कीर्तमुख आब पाँच सन्तानक पिता छल। कनही मोदियानि जामे तक जिअल ओकर सिनेह ओकर देख–भाल मे कोनो कमी नहि आयल।

कीर्तमुखक नकुलवाबला गप सुनि क अर्जुन कें प्रचण्ड तामस भेलैक। क्रोधसँ ओकर आँखि लाल भ उठलै। पिछला दू अन्हरियाक पाँच हजार टाका थानाक बाँकी छैक। कतेक नेहौरा केलाक बाद थाना प्रभारी एक आओर अन्हरिया उधार देलक। डकैतीक काज मे की कोनो लज्जत रहि गेलै हें ट्रकबला सब पलटनक गाड़ी जकाँ कतार मे चलैत छै। इलाका ओहिना दरिद्रा तखन त बाहरक कोनो भुतिआयल मुसाफिर फँसल त किछु झड़ल।

अर्जुन आइ एक घंटा चूल्हाइक महावीर मंदिर मे मनौती केलक तखन डकैतीक धन्धा पर विदा भेल छल। बीचहिं मे टोक। हे महावीर! एहन निर्दयी बाप ककरो ने हो।

रे हे अरजुनमा! किछु बाजै नहि छएँ! टुकुर–टुकुर तकला सँ की हेतौक पोसि–पालि क सबकें पैघ केलिऔक। आब नकुलबा के रास्ता पर अननाइ तोहर फर्ज बनै छौ। छोटका सहदेवा एखन चरबाही करै अछि ठीके अछि। आब हम बूढ़ भेलिऔ। अपन जिम्मेदारी कें कम कर चाहैत छी।

अर्जुन फेर घूमि कें बाप दिस तकलक बाजल बेसी टेएँ–टेएँ करब ने त अखुन्ते आबि क गर्दनिक हड्डी तोड़ि देब ।

कीर्तमुख अपन गरदनि पर हाथ रखलक त ओकरा मोन पड़लै जे ओकरा गरदनि छलैहे नहि। सही मे कीर्तमुखक शरीरक बनाबट अजीब रहैक। लग्गा सन नम्हर–नम्हर दुनू टांग घोंकचल पेट आ छाती कन्हा पर पौड़ल मूड़ी गरदनि नदारत। पीठ पर कुब्बर। तें भीख मंगै काल कियो ओकरा घेंचू त कियो ढेंचू कहैक। कीर्तमुख कें कनिओ बुझल नहि रहैक जे ओकर माय–बाप के गंगा–कात मे भीख मंगैत ओ पैघ भेल आ गंगा–कातक पण्डा ओकर नामकरण केलकै कीर्तमुख।

भगवान सबकें देखै छथिन्ह। सभहक इन्तजाम करैत छथिन्ह। कीर्तमुख जखन चेस्टगर भेल त गंगा नदीक कछेर मे माँछ पकड़ए लागल। आध–आध मनक रहु आ भाकुर ओ हाथे सँ पकड़ि लिअए। ई गुण ओकरा अपने–आप आबि गेल छलै। ओही माँछ के बेचैक क्रम मे ओकरा कनही मोदियानि सँ परिचय भेलै।

आ एक दिन कनही मोदियानि कीर्तमुख कें बुझा–सुझा क कहलकै कतेक दिन तक बौआइत रहब । आब ठेकाना पकड़ि लैह।

ठेकाना भेल कमचीबला मचान पत्नी भेटलै शनिचरी आ बेटा भेलै पाँच। कोनो चीजक मिसियो भरि कमी नहि। बुझल जाउ पूर्व जन्मक कमायल नीक कर्मक भोग कीर्तमुख कें अनायास प्राप्त होब लगलै।

मुदा आइ अर्जुनक गरदनिक हड्डी तोड़ै बला गप सुनि क ओकरा बड्ड दुख भेलै। एहन मर्माहत बला दुख ओकरा कहिओ ने भेल रहैक। ओ चारू कात नजरि खिरौलकओकर बतारीक कियो नहि छैक।

अर्जुन कें ओ निहारि क देखलक। कीर्तमुखक आँखि मे चोन्हा–मोन्हा लागि गेलैक। साँस सेहो ठमकि गेलैक। असल मे कीर्तमुख अइँठ क मुँह बाबि देलक।

खैर कीर्तमुख कें की भेलैक से त सहदेवा जखन राति मे ओकर खेनाइ ल क आओत तखन पता चलतैक। सहदेवा कीर्तमुखक सबसँ छोट नेना चिनगारीजीक असलिका बेटाक ओहिठाम चरबाही करैत छल। भोरका पनपिआइ दिनका कलउ आ रतुका खेनाइ ओकरा जे भेटैक ओहि मे सँ आधा ओ खाइ छल आओर आधा कीर्तमुख कें खुआबै छल। मजाल की जे कीर्तमुख एको साँझक भूखल रहि गेल हो। सहदेवा कें अपन बापक प्रति जे ममता छलै से संसार मे व्याप्त सिनेहक उत्तम उदाहरण छल।

आब सब किछु कें छोड़ू। चलू अर्जुनक संग डकैतीक अभियान पर।

अर्जुन सबसँ पहिने गोपियाक पसिखाना पहुँचल। जाहि दिन सँ ताड़ी पर सँ एक्साइज हटलै ताहि दिन सँ डिबियाक स्थान पर पेट्रोमेक्स जड़ैत अछि। चारू कात भकभक इजोत।

अर्जुनक शागिर्द मे पहिल नम्बर पर छल भूल्ला। अर्जुन कैं देखिते भूल्ला बाजि उठल आह! ओस्ताद आबि गेलाह।

भूल्ला एक गिलास मे उज्जर फफनाति ताड़ी ल क अर्जुन लग पहुँचल आ रिपोट देब लागल बेगुसराय बला उधार गोली नहि देलक। कहलक पिछला उधार चुका तखन अगिला उधार ले।

अर्जुनक गिरोह मे सात नौजवान छलै। मुदा ताहि मे कुल पाँच देशी रिभालवर आ तकर मात्रा तीनटा गोली। आब अहीं कहू डकैतीक काज कोना हैत सब काज मे पूंजी चाही। पूंजीक अभाव अर्जुन कैं पनपै मे महाबाधक छल।

तखन अर्जुन ताड़ीक गिलास भूल्लाक हाथ सँ लैत प्रश्न केलकै।

तखन की। सरपट मुसरीघराड़ी पहुँचलहुँ। अहाँक भैयाक गोर छूलऊँ। दुखड़ा कहलियै। ओ भरल एक पॉकिट गोली द विदा केलनि आ कहलनि अर्जुन से कहना उसका भतीजा पैदा हुआ है। फुर्सत मिले तो आकर देख जाय ।

अर्जुनक मोन गदगद भ उठलैक। ओ भूल्लाक पीठ ठोकलक। ताड़ी कैं चुरुक मे ल आचमनि केलक एक घोंट ताड़ीक कुरुर केलक आ थोड़ेक ताड़ी हाथमे लय सम्पूर्ण देह पर छिटि लेलक।

अर्जुन ताड़ी नहि पिबैत अछि। असल मे अर्जुन कोनो निशा करिते ने अछि। मुदा डकैतीक काज मे भभकैत ताड़ीक गन्ध जरूरी होइत छैक तेँ ई टोटमा।

अर्जुन हाथ मे लागल ताड़ीक चिपचिपाहटि कात करोट मे पोछैत भूल्ला सँ कहलक तों सब तैयार रह। हम हेड अॉफिस कैं खबरि क क तुरंत वापिस आबि रहल छी।

हेड अॉफिस यानी चमेलीरानीक अड्डा।

कनही मोदियानि अपन एकमात्रा सन्तान चमेली कैं बरौनी रिफाइनरीक इंगलिस स्कूल मे नाम लिखा क हॉस्टल मे राखि देने छलैक। ओ जखन मरल त चमेली दसमाक परीक्षा द देने छलै।

कनही मोदियानिक मृत्युक बाद चमेली पुरना डीह–डाबर कैं बेचि हाइवे पर फैल जगह देखि नवका अड्डा बनेलक। नवका जमाना नवका विचार। चमेलीक पक्का दूमंजिला मकान। रहैक सूतैक खाइ–पिबैक आ गुलछर्डा करैक अलग–अलग कमरा। सब इन्तजाम फस्ट–क्लास। किछुए मास मे हाकिम हुक्काम मंत्राी–संतरी चोर–उचक्का पंडित–कसाइ सबहक माइ डियर चमेली ।

चमेलीक माथ पर भूखन सिंहक बरदहस्त। रिफाइनरी सँ हथिदह तक सबसँ खूंखार डकैत भूखन सिंह चमेलीक धर्म–पिता छल। दिआराक चन्हाई क्यूलक बच्चा भाइ आ मोकामाक धोहरलाल तोपबालासब भूखन सिंहक मातहत मानू भूखन सिंहक आगू खपटा।

चमेली कैं ककरो परबाहि नहि। ओकर जवानी अंगार भ क दहकि रहल छलै। ऊपर सँ पढ़ल–लिखल फटाफट अँग्रेजी बजैबाली तेज–तर्रार आ मुँहफट। परगना भरिक डकैत पहिने चमेलीक अड्डा पर जेबे करत हरी झण्डी लेत फेर आगाँ पयर उठाओत सैह नियम छलैक।

अर्जुन जखन चमेलीक अड्डा पर पहुँचल तखन मात्रा सात बाजल रहैक। ओना अन्हरिया अन्हार कैं झंपने किछु बेसिए अन्हार भ चुकल छलै।

दू टा पावरफूल लैम्पक बीच बैसलि चमेली। कान मे झुमका नाक मे नथिया गरदनि मे सोनाक हार नहि किछु नहि एकोटा गहना चमेली नहि पहिरने छल। ने पाउडर ने स्नो आ ने काजर। किछु नहि मात्रा एकटा बिन्दी ललाट पर दमकैत रहैक।

अर्जुन चमेलीक सपाट चेहरा पर नजरि अँटकेलक। ओकर नजरि पिछड़िगेलै। मुदा ओकरा स्पष्ट भान भेलै जे एकटा हँसीक लहरि चमेलीक आँखि मे काँपि गेल होइक। ओना अर्जुन कैं धोखा सेहो भ सकैत छै। किंतु चमेलीक बिन्दी सँ एकटा ज्योति पसरि रहल छलै अहि मे कोनो धोखा नहि छलै।

अर्जुन दिस चमेली एकटक निहारि रहल छलीह जाहि मे कोनो विशेष निमंत्राणक अन्दाज छलै। चमेली बजलीह कौन है रे कुकुरमुत्ता तुम हो

कुकुरमुत्ता सम्बोधन अर्जुनक लेल छलै। कनही मोदियानि जीबिते रहै। चमेलीक उमिर तेरह–चौदह। अर्जुन बुझू पन्द्रह–सोलह। ओहि काल बज्र दुपहरिया रहैक। चमेली कनखी मारि अर्जुन कैं इशारा केलकै। फेर पछबरिया अन्हार कोठरी मे एसगरे ल गेलैक बिलैया सेहो चढ़ा देलकै। तकरा बाद भीतर कोठरी मे की भेल से त प्रायः देवतो कैं पता नहि लगलनि। बाहर आबि चमेली बिहुँसैत अर्जुन दिस ताकि क बजलीह कुकुरमुत्ता।

कुकुरमुत्ता सम्बोधन सुनि अर्जुनक नजरि झुकि गेलैक। ओ चुपचाप ठार रहल।

तुम्हारे वास्ते कुकुरमुत्ता दूसरा अॉर्डर है। कुछ देर पहले हुकुम आया है। आज रात को सेभेन्टी वन अप के स्लीपर में डकैती का कार्यक्रम है। तुमको उसमें जाना है। हाइवे डकैती में कुछ माल नहीं है। थाना को भी खबर है कि दो अन्हरिया का पहुँचौआ तुमने नहीं पहुँचाया है। तुम पर बड़े साहब ददू की आँख है। तुम युधिष्ठिर के सगे भाई हो जवान हो दिलदार हो तभी तो चान्स मिला है। इस काम में तुम्हारा टेस्ट है। सफल होने पर एक धाकड़ मर्डर का काम मिलेगा। समझो तुम्हारे किस्मत का दरवाजा खुल गया है।

चमेलीक मुँह सँ फहरी लाबा बनल शब्द निकलय लागल। एम्हर अर्जुनक माथ मे घंटी बाजब शुरू भ गेल। मर्डरबला चान्स बड़ कठिने भेटैत छैक। भूखन सिंहक एहन कृपाक लेल सैकड़ों लाइन मे ठारे रहि जाइत अछि।

बोलो तैयार हो

एकदम सँ तैयार छी। कहू त गोपियाक पसिखाना सँ हम अपन गिरोह कैं बजा लाबी।

फिर कुकुरमुत्ता जक्ती बात बोलता है। अरे ट्रेन डकैती का काम अलग है जोखिम का है। सड़क डकैती करने वाला उसमें फेल हो जाएगा। यहाँ जथ्था तैयार है। छोकड़ा–छोकड़ी मिलाकर बीस और तुम आ गया तो एक्कीस। रात के बारह बजे रबाना होना है। अभी चार–पाँच घंटा का देरी है। तुम अन्दर जाओ औरतैयारी मे जुट जाओ।

अर्जुन भीतर प्रवेश केलक। विशाल आंगन। साफ–सुथरा इजोत मे झलकैत। चारू कात काज भ रहल छैक। एके सैंतालिस राइफलक ढेरी एक कात। एक गोटे ओकर चेकिंग मे लागल। दोसर कात छोटका–बड़का बमक नुमाइस। खेबा–पिबाक सामग्री दिस थोड़ेक छौंड़ा–छौंड़ी बैसल खा–पी रहल अछि। बहुत कात मे मुदा पूर्णतः इजोत मे एक जोड़ा अपन बैटरी चार्ज कर मे मस्त छल।

अर्जुनक मददिक लेल एकटा छौंड़ी आयल। ओकरा अपन काज सँ मतलब। कपड़ा बदलना है हथियार कहाँ रखना है एक्सट्रा मैगजीन जरूरी है।

सबटा काज कैं निष्पादन क क वैह छौंड़ी एकटा मुँह झँपना आनि क अर्जुन कैं देलकै आ ताकीत केलकै इसको इस तरह टाइट बाँधो कि आँख छोड़कर पूरा चेहरा ढक जाय।

ठीक बारह बजे राति। सन–सन बहैत हवा अन्हरियाक छाती कैं विदीर्ण क रहल छल। चमेलीक टाइट पेन्ट–सर्ट मे पाँछा लटकल चमड़ाक चमौटी मे रिवाल्बर। चमेली अर्जुनक मुआयना करैत बाजलि मेरे पीछे बैठ जाओ।

अर्जुन मोटर साइकिल पर चमेलीक पाँछा बैसल। ठीक ओहीकाल वैह छौंड़ी जे पछिला चारि घंटा सँ अर्जुनक देहक समस्त पूर्जा कैं टीप–टाप क क ओकरा तैयार केने छल अर्जुनक पाँछा मे आबि मोटर साइकिल पर बैसि गेलि। चमेली अर्जुन कैं फेर टोकलक कुकुरमुत्ता मुझे कसकर पकड़ लो।

मोटर साइकिल फरफरा क स्टार्ट भेल। संगहि औरो मोटर साइकिल स्टार्ट भेल। अर्जुन कृष्णा आ कावेरीक बीच फँसल जा रहल छल।

अर्जुन पजिया क चमेली के ध्ोने छल आ सोचै छल। की कहलियै अर्जुन ट्रेन डकैती द सोचै छल जी नहि ओ एतबे सोचै छल जे जखने चमेली अवसर देत ओ कुकुरमुत्ता सँ छोड़ि घोड़मुत्ता बनि क देखा देतैक। पछिला छौंड़ी अलगे अर्जुनक देह मे घुसियेबाक बियोंत मे छल। मुदा अर्जुन कइये की सकैत छल चुपे रहल।

जमाना बदलल जा रहल छल। सब काज मे छौंड़ा सँ छौंड़ी आगू। ओ सब जखन कटवासाक गुमती लग पहुँचल त अर्जुन सबटा मोटर–साइकिल कैं गनलककुल दस टा।

गुमती मैन रेलवेक लालटेनक ललका बत्ती कैं तेज करैत बाजल बस पाँच मिनट। ट्रेन आने ही वाली है। ट्रेन आयल। आस्ते भेल। फटाफट सब चढ़ि गेलाडकैती शुरू भेल। तीनटा स्लीपर लुटल गेल। केवल कैश गहना आ दामिल असबाव। पाँच बोड़ा में सबटा पैक। कुल बीस मिनट लागल। कोनो बिरोध नहि कोनो अवरोध नहि। पसिन्जर सब डेरायल नुकायल औंघायल आ चुपचाप। मात्रा चमेलीक रिभाल्वरक खलिया फायरक प्रतिध्वनि चारूकात पसरल छल। फेर ट्रेन आस्ते भेल बहुत आस्ते भेल। एकैसो व्यक्ति उतरि गेल। ट्रेन स्लो सँ फास्ट भेल आ आँखि सँ ओझल भ गेल।

उतरै काल चमेलीक वामा पायर मे मोच पड़ि गेलैक। ओ नंगराए लागलि। अर्जुन कैं अपन वीरता देखेबाक सुअवसर भेटलैक। ओ चमेली कैं कन्हा पर लदलक आ फूल–सन सुकुमारि कैं नेने दुलकी चालि मे चलैत वापस कटवासा गुमती लग पहुँचल। सब जा चुकल छल।

गुमती मैन अर्जुनक कन्हा पर चमेली कैं देखि बिफरि क हँसि पड़ल। ओकर अगिला दाँत में सोनाक कील ठोकल रहै। बिना किछु कहने अर्जुन मोटर–साइकिल स्टार्ट केलक। चमेली पाँछा मे बैसि अर्जुन कैं पजिया क पकड़ि लेलक। ओहि मोटर–साइकिलक तेसर सवारी पहिने जा चुकल छलै। डकैतीक कानून वापसी मे किसी के लिए रुको नहीं भागकर अड्डा पर पहुँचो।

चमेलीक शरीर सँ एकटा अत्यंत अजूबा मादक सुगंधि विसर्जित भ रहल छलैक। अर्जुन कैं ताड़ीक भभकैत गन्धक कतौ अत्ता–पत्ता नहि रहलैक। ओ आपसी मे मोटर–साइकिल बहुत तेज चला रहल छल। चमेलीक गर्म सांस ओकर पीठक हड्डी कैं छलनी केने जाइत छलै।

जखन अर्जुन आ चमेली अड्डा पर आपस आयल त भोर भेल नहि छलै भोर होबहिबला छलै।

चमेली एकटा कोठरी मे जा क टेलीफोन सँ ककरो पूरा रिपोट पहुँचौलक फेर आदेश ग्रहण केलक आ आपस अर्जुन लग आयल।

यह है दस हजार रुपैया तुम्हारा हिस्सा। साहेब यानी ददू का हुकूम है वापिस घर जाओ। अगिला आदेश का इन्तजार करो।

अर्जुन रुपैया कें दहिना पेन्टक जेबी मे ठुसलक आ टकटकी लगा क चमेली दिस ताकय लागल। अर्जुनक नजरि मे एकटा पैघ नजरिया साफ देख मे आबि रहल छलै।

भोरुका समय पुरबा बसात मे सिहरन अतृप्त कामक प्रचण्ड वेग। ताहि पर सँ कामदेव देशी पिस्तौल सँ ताबड़तोड़ फाइरिंग क रहल छलाह। चमेली एकटकअर्जुनक आँखि मे देखि रहल छलीह। प्रकृति पुरुष मे समर्पणक लेल आतुर भ रहल छलीह। एक क्षण त एहनो अभास भेल जे डकैतीक सरदारीन चमेली बेबस भ रहलीह अछि।

मुदा वाह रे चमेली! ओ कामक वेग कें मूलाधर चक्र पर बजारि एक अद्‌भुत विवेकक परिचय देलनि। हुनक मुखाकृति पर आभाक विस्तार होमय लागल। शायद भविष्यक गर्त मे नुकायल कोनो पैघ कार्यक सम्पादन होयत तकर आभास सहजहिँ दृष्टिगोचर होबय लागल। चमेली अँटकल ओ फँसल अबाज मे बजलीह जानते हो अर्जुन मैं तीन वर्षों से डकैती का काम कर रही हूँ। सैकड़ों डकैती का अनुभव मुझे बतला रहा है कि यहाँ के लोग आलसी किंतु शांतिप्रिय हैं। मैं भी इन्हीं लोगों के बीच से आई हूँ। इस तरह के लोगों की भलाई इन पर शासन करके ही किया जा सकता है। और यह भी सच है कि इन पर शासन करना कुछ भी कठिन नहीं है।

चमेली पढ़लि–लिखलि अर्जुन मूर्ख। चमेली की बाजि रहल छथि अर्जुन कें बुझै मे किछु नहि ऐलैक। चमेली फेर बजलीह इस सपाट मैदान मे सिर्फ घास ही घास है। लेकिन बहुत जल्द एक विशाल पेड़ उगने वाला है। वह पेड़ मैं बनूँगी। सभी मेरी छाया में आयेंगे। मैं सबका भाग्य लिखूँगी। सच पूछो तो मैं इस प्रान्त की रानी बनने वाली हूँ। जिस रास्ते मैं चल रही हूँ और चलने वाली हूँ मुझे अच्छी तरह पता है कि वह कहाँ तक पहुँचता है। हाँ यह भी सच है कि मुझे एक मर्द की जरूरत होगी। समय आने पर मैं तुमको अपने पास बुला लूंगी। मेरी आवाज सुनकर तुम आओगे क्योंकि मैं तुमसे प्यार करती हूँ। तुम ही मेरा पहला और आखिरी प्यार है समझे।

एखन अर्जुन किछु नहि बुझलक। ओकर समझक आगाँ एकटा पाथर छल पियासल ओ पसरल। ओकर कान मे चमेलीक आबाज फेर टकरेलै और अभी की बात जान लो। तुम औरत के गले का गहना नहीं छीन सका। डकैती के उसूल के विरुद्ध। इसी से तुमको मर्डरवाला काम नहीं दिया जाएगा। तुम इस काम को करने की योग्यता नहीं रखते हो। तुमको अभी और निडर–निष्ठुर बनना पड़ेगा। तुम्हारे अंदर कोई देवता है जिसे मारपीट कर भगाना पड़ेगा। सफलता के लिए जो भी काम करो उसमें इमानदारी का होना जरूरी है।

अर्जुन के मोन पड़लैक ट्रेन मे डकैती काल ओहि नववधुक गरदनि मे सोनाक गहना पर हाथ देलक त ओ बाजि उठल छलै ई मंगल सूत्रा थिक। एकराजुनि लैह।

फेर ओहि नववधुक आँखि सँ करुणाक इनहोर नोर ओकरा हाथ पर खसलैक। ओ हाथ छीप नेने छल।

अर्जुनक मोने ई बात कियो ने देखलक आ ने बुझलक। मुदा से नहि। डाकूक मुखिया चमेलीक नजरि सँ किछु नुकायल नहि रहि सकैत छलै। अर्जुन कें अपन गलतीक एहसास भेलैक। ओकर आँखि आओर कातर भ उठलैक।

अर्जुनक दयनीय दशा देखि चमेलीक हृदय मे कतहु सँ एक आना दयाक भाव जगलैक। ओ चुचकारी दैत बजलीह खैर जो हुआ सो हुआ। तुम दुखी मत होओ। एक बैंक लूटने का प्लान बन रहा है। अभी फाइनल नहीं हुआ है। फाइनल होते ही मै उसमें तुमको शामिल करने का प्रयास करूँगी। अब तो खुश! अब सीध्ो घर जाओ।

खिसिआयल महादेव कें परचारैत अर्जुन अपन गाम मिरचैया लेल विदा भेल। आकाश मे चकमैत भोरुकवा तारा दिस तकैत ओ सोचि रहल छल जे चमेलीक अन्तिम बात जँ सत्य हेतैक तखने ओकर भाग्य जगतै। तामे बहुत रास दुख ओकरा छपने रहत।

पहिल दुख जे बहुतो प्रयास केलाक बादो ओ कुकुरमुत्ता सँ घोड़मुत्ता नहि बनि सकल।

दोसर दुख जे मात्रा एकटा मंगलसूत्राक कारणें ओकरा मर्डरबला काजक चान्स हाथ अबैत–अबैत खिसकि गेलैक।

आओर तेसर दुख! गाम पहुँचि क तेसर दुख परिलक्षित भेलैक। कमचीवाला मचानक नीचा उत्तर मुंहें सिरमा केने कीर्तमुख मुँह बौने मरल पड़ल छलाह। उज्जर नवका कपड़ा सँ हुनक देह झाँपल छल आ सिरमा लग गोइठाक धुआँ आकाश मे बिलीन भ रहल छल।

अर्जुन कें देखिते नकुल आ सहदेवा भैया होउ भैया कहैत ओकरा सँ लेपटा गेलै। अर्जुनक ठोर पटपटा उठलै बाप बाप मरि गेल। आइ हम टुअर भ गेलहुँ।

अदू

रघुपति राघव राजा राम पतित पावन सीताराम। अजी ओ महाराज जी तनी हटू। हमारा अन्दर जाए दिआ।

कह बला व्यक्ति गेरुआ वस्त्राधारी ट्रेनक फस्ट–किलास डिब्बा मे चढ़ैक प्रयत्न क रहल छथि। मुदा डिब्बाक दरबज्जा लग एक व्यक्ति हाथ मे स्टेनगन नेने ओहि महात्मा कें चढ़ै सँ रोकि रहल अछि।

अभागल प्रान्तक अति अभागल टीसन निर्मली। भोरुका करीब आठ बजेक समय। जेठक रौद्र सूर्य आकाश मे फनैत आगि उझील रहला अछि। एखन एहन गर्मी त दुपहरिया मे केहन रौद तकर मात्रा कल्पना सँ देह काँपि उठैत अछि।

अठबज्जी ट्रेन निर्मली सँ खुजय लेल तैयार। ट्रेन मे लार्ड डलहौजी समयक बनल एक मात्रा फस्ट किलासक डिब्बा। डिब्बाक एक बर्थ पर एकटा स्मार्ट करीब बीस वर्षक युवक टाइट पेन्ट–शर्ट मे। हुनका संगे करीब चौदह वर्षक परम रूपवती एकटा नवयुवती। ओहो टाइट पेन्ट–शर्ट मे मुदा शर्टक ऊपरका दूटा बटन खुजल। दोसर बर्थ पर एकटा केचुआयल करीब साठि वर्षक मोटरी जकाँ तोंद आ लगातार तीन एसेम्बलीक इलेक्शन जीतै बला विधायक उज्जर जाजीम पर लम्बा–लम्बी पड़ल। विधायकजीक समग्र ध्यान सामने टाँग पर टाँग रखने नवयुवतीक सौन्दर्य मे केन्द्रित छल।

विधायकजीक बर्थक ठीक नीचा हुनक राजस्थानी कमानीदार जूताक बगल मे हुनकर बडीगार्ड एक हाथ मे गिलास तथा दोसर हाथ मे तौलिया मे लपटाओल स्कॉचक बोतल नेने बैसल छल। बडीगार्डक हथियार यानी स्टेनगन ओहि ठाम ओकर बगल मे पड़ल छलै।

विधायकजीक दोसर बडीगार्ड डिब्बाक दरबज्जा लग स्टेनगन तनने आगन्तुक महात्माजीक रास्ता रोकने कहि रहल छलै देखता नहीं है यह फस्ट क्लास है दूसरे में जाओ।

नवयुवतीक ध्यान महात्मा दिस गेलै। ओ मूड़ी झुका खिड़की सँ महात्मा कैंदेखबाक प्रयास केलक। मुदा अही प्रयास मे ओकर उपरका दूटा खूजल बटनबला कमीज सँ गोल–मटोल चिक्कन विधायकजीक करेज मे बरछी भोंकैबला विद्यापतिक जुगल कुच छहलि क बाहर आबि गेलनि। नवयुवती झपटि क अपन वस्त्रा दुरुस्त केलनि आ खिड़की सँ मुँह सटा क जोर सँ बाजि उठलीह स्वामीजी!

जेना वीणाक सब तार एके बेर झंकृत भ उठल होअय तहिना ओहि युवतीक स्वर–ध्वनि सम्पूर्ण निर्मली टीसनक प्लेटफार्म कें झनझना देलक।

टीसन पर लोकक भीड़ जमा भ गेलै। लोक सबहक एक बिताक गरदनि मे तुलसीक कण्ठी ठरका चानन फहराइत टीक आओर फाटल आँखि। सब कियो ओहि फस्ट किलास डिब्बा दिस ताकय लागल। ओहि विरान टीसन पर एहन अजगुत बात।

विधायकजीक बडीगार्ड अपन कर्तव्य वहन करैत ओहि स्वामीजी कैं डिब्बा मे चढ़ै मे पूर्ण बाधा उपस्थित केने छल। युवतीक खिड़की दिस घुमलाक कारणे विधायकजीक तंद्रा एकाएक भंग भ गेलनि। जखन सँ ओ अहि डिब्बा मे आयल छलाह हुनक समग्र चिंतन सांख्यमार्गी जकाँ ओहि युवतीक उठैत-खसैत नोकदार खूंटी मे टाँगल छलन्हि। व्यवधानक कारणे प्रान्तक महान आ यशस्वी नेता कैं क्रोध भ उठलनि। ओ खिसियाति बजलाह काहे रोकते हो आने दो।

स्वामीजी डिब्बाक भीतर आबि खाली तेसर बर्थ पर पलथी मारि क बैसि रहलाह। गाड़ी सीटी देलक आ धकधका क धक्का दैत विदा भेल।

स्वामीजी कत के यात्राा में प्रस्थान कलियै अछि प्रश्न पुछैत युवती सुभ्यस्त भ क सोझ भेलीह। विधायकजीक आँखिक दूरबीन ठीक एंगिल मे आबि गेल। आब कोनो चिन्ता नहि। ओ नीचा मे दाँत निपोरने बैसल बडीगार्ड जे किछु काल पूर्व विधायकजी सँ आँखि बचा कैं स्कॉचक बोतल सँ पैघ दू घोंट उदरस्त क चुकल छल सँ कहलनि रहमान दवा दो।

(अगिला अंकमे)

१.मैथिली भाषा आ साहित्य - प्रेमशंकर सिंह २.स्व. राजकमल चौधरी पर-डॉ. देवशंकर नवीन (आगाँ)

१.प्रोफेसर प्रेम शंकर सिंह



डॉ. प्रेमशंकर सिंह (१९४२- ) ग्राम+पोस्ट- जोगियारा, थाना- जाले, जिला- दरभंगा। 24 ऋचायन, राधारानी सिन्हा रोड, भागलपुर-812001(बिहार)। मैथिलीक वरिष्ठ सृजनशील, मननशील आऽ अध्ययनशील प्रतिभाक धनी साहित्य-चिन्तक, दिशा-बोधक, समालोचक, नाटक ओ रंगमंचक निष्णात गवेषक, मैथिली गद्यकेँ नव-स्वरूप देनिहार, कुशल अनुवादक, प्रवीण सम्पादक, मैथिली, हिन्दी, संस्कृत साहित्यक प्रखर विद्वान् तथा बाङला एवं अंग्रेजी साहित्यक अध्ययन-अन्वेषणमे निरत प्रोफेसर डॉ. प्रेमशंकर सिंह ( २० जनवरी १९४२ )क विलक्षण लेखनीसँ एकपर एक अक्षय कृति भेल अछि निःसृता हिनक बहुमूल्य गवेषणात्मक, मौलिक, अनूदित आऽ सम्पादित कृति रहल अछि अविरल चर्चित-अर्चिता ओऽ अदम्य उत्साह, धैर्य, लगन आऽ संघर्ष कऽ तन्मयताक संग मैथिलीक बहुमूल्य धरोरादिक अन्वेषण कऽ देलनि पुस्तकाकार रूपा हिनक अन्वेषण पूर्ण ग्रन्थ आऽ प्रबन्धकार आलेखादि व्यापक, चिन्तन, मनन, मैथिल संस्कृतिक आऽ परम्पराक थिक धरोहर। हिनक सृजनशीलतासँ अनुप्राणित भऽ चेतना समिति, पटना मिथिला विभूति सम्मान (ताम्र-पत्र) एवं मिथिला-दर्पण, मुम्बई वरिष्ठ लेखक सम्मानसँ कयलक अछि अलंकृता सम्प्रति चारि दशक धरि भागलपुर विश्वविद्यालयक प्रोफेसर एवं मैथिली विभागाध्यक्षक गरिमापूर्ण पदसँ अवकाशोपरान्त अनवरत मैथिली विभागाध्यक्षक गरिमापूर्ण पदसँ अवकाशोपरान्त अनवरत मैथिली साहित्यक भण्डारकेँ अभिवर्द्धित करबाक दिशामे संलग्न छथि, स्वतन्त्र सारस्वत-साधनामे।

कृति-

मौलिक मैथिली: १.मैथिली नाटक ओ रंगमंच,मैथिली अकादमी, पटना, १९७८ २.मैथिली नाटक परिचय, मैथिली अकादमी, पटना, १९८१ ३.पुरुषार्थ ओ विद्यापति, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर, १९८६ ४.मिथिलाक विभूति जीवन झा, मैथिली अकादमी, पटना, १९८७५.नाट्यान्वाचय, शेखर प्रकाशन, पटना २००२ ६.आधुनिक मैथिली साहित्यमे हास्य-व्यंग्य, मैथिली अकादमी, पटना, २००४ ७.प्रपाणिका, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००५, ८.ईक्षण, ऋचा प्रकाशन भागलपुर २००८ ९.युगसंधिक प्रतिमान, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८ १०.चेतना समिति ओ नाट्यमंच, चेतना समिति, पटना २००८

मौलिक हिन्दी: १.विद्यापति अनुशीलन और मूल्यांकन, प्रथमखण्ड, बिहार हिन्दी ग्रन्थ अकादमी, पटना १९७१ २.विद्यापति अनुशीलन और मूल्यांकन, द्वितीय खण्ड, बिहार हिन्दी ग्रन्थ अकादमी, पटना १९७२, ३.हिन्दी नाटक कोश, नेशनल पब्लिकेशन हाउस, दिल्ली १९७६.

अनुवाद: हिन्दी एवं मैथिली– १.श्रीपादकृष्ण कोल्हटकर, साहित्य अकादमी, नई दिल्ली १९८८, २.अरण्य फसिल, साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली २००१ ३.पागल दुनिया, साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली २००१, ४.गोविन्ददास, साहित्य अकादेमी, नई दिल्ली २००७ ५.रक्तानल, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८.

लिप्यान्तरण–१. अङ्कीयानाट, मनोज प्रकाशन, भागलपुर, १९६७।

सम्पादन– १. गद्यवल्लरी, महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९६६, २. नव एकांकी, महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९६७, ३.पत्र–पुष्प, महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९७०, ४.पदलतिका, महेश प्रकाशन, भागलपुर, १९८७, ५. अनमिल आखर, कर्णगोष्ठी, कोलकाता, २००० ६.मणिकण, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, ७.हुनकासँ भेट भेल छल, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००४, ८. मैथिली लोकगाथाक इतिहास, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, ९. भारतीक बिलाड़ि, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, १०.चित्रा–विचित्रा, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००३, ११. साहित्यकारक दिन, मिथिला सांस्कृतिक परिषद, कोलकाता, २००७. १२. वुआड़िभक्तितरङ्गिणी, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८, १३.मैथिली लोकोक्ति कोश, भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर, २००८, १४.रूपा सोना हीरा, कर्णगोष्ठी, कोलकाता, २००८।

पत्रिका सम्पादन– भूमिजा २००२

## मैथिली भाषा आ साहित्य

मिथिलाक भाषा मैथिलीक एहि व्यापकताकेँ सर्वप्रथम डॉ. सर जार्ज अब्राहम ग्रियर्सन लक्ष्य कयलनि। १८८० ई. मे अपन "बिहारी भाषा"क व्याकरणक भूमिका ओऽ लिखलनि जे "निकट भूतमे मिथिलाक भाषापर पश्चिमसँ भोजपुरी अधिकार कऽ लेलक अछि आऽ बदलामे ई गंगा पार कऽ गेल अछि आर उत्तर परगना तथा मुंगेर एवं भगलपुरक ओहि भागपर अधिकार कऽ लेलक जे गंगाक दक्षिणमे पड़ैत अछि। ई कोशीकेँ पार कऽ पूर्णियाँ धरि पसरि गेल अछि"। ओऽ पुनः १९०३ ई. मे गंगाक दक्षिण भागलपुर एवं मुंगेरक अतिरिक्त संथाल परगनाक पश्चिमोत्तर भागकेँ मैथिली कहलनि।

अतएव मैथिल संस्कृति आऽ मैथिली भाषा मिथिलाक भौगोलिक सीमासँ विशेष व्यापक अछि। मैथिली भाषा सम्बन्धी सीमापर जखन विचार करब तखन पायब जे मैथिलीक पश्चिमी, पूर्वी, उत्तरी तथा दक्षिणी सीमापर क्रमशः भोजपुरी, बाङला, नेपाली आऽ मगही भाषा स्थित अछि। अपन निजी क्षेत्रमे मुण्डा आऽ संताली एहि दुनू अनार्य भाषासँ मिलैत अछि। ई कहब निरर्थक अछि जे अपन पड़ोसक भाषासँ सीमापर ओहिसँ मिश्रित भऽ जाइत अछि आर ओहि क्षेत्रमे ई कहब कठिन अछि जे बाजल गेनिहार भाषा ओहि भाषादिसँ प्रभावित मैथिलीक उपभाषा थिक वा नहि।

मैथिली मुख्यतया उत्तर–पूर्वक बिहारक आदिवासी लोकनिक मातृभाषा थिक। बिहार प्रान्तक मधुबनी, दरभंगा, समस्तीपुर, मुजफ्फरपुर, हाजीपुर, वैशाली, सीतामढ़ी, शिवहर, पूर्वी चम्पारण, पश्चिमी चम्पारण, बेगुसराय, खगड़िया, सहरसा, सुपौल, मधेपुरा, पूर्णियाँ, किशनगंज, कटिहार, मुंगेर, भागलपुर, लखीसराय, शेखपुरा, बाँका, आर झारखण्ड प्रदेशक संथाल परगना, गोड्डा, देवघर, जामताड़ा इत्यादि जिलामे ई भाषा बाजल जाइत अछि। एहि भाषाकेँ ई श्रेय छैक जे ई अन्तर्राष्ट्रीय भाषाक रूपमे नेपालक रोतहट, सरलाही, सप्तरी, महोत्तरी आऽ मोरंग आदि जिलामे बाजल जाइत अछि। एहि भाषा–क्षेत्रक उत्तरमे मगही आर ओड़िया तथा पश्चिममे हिन्दी अछि। प्राचीन कालसँ लऽ कए आधुनिक काल धरि भाषातत्वविद् लोकनि एकर बोली उपरूपक तालिका प्रस्तुत कएलनि अछि। एकर निम्नांकित उपरूप अद्यापि उपलब्ध अछि: मानक मैथिली, दक्षिणी मैथिली, पूर्वी मैथिली, पश्चिमी मैथिली, छेका–छीकी मैथिली, जोलही बोली आऽ केन्द्रीय वर्त्तात्मक मैथिली।

(अगिला अंकमे)

२. डॉ. देवशंकर नवीन



डॉ. देवशंकर नवीन (१९६२– ), ओ ना मा सी (गद्य–पद्य मिश्रित हिन्दी–मैथिलीक प्रारम्भिक सर्जना), चानन–काजर (मैथिली कविता संग्रह), आधुनिक (मैथिली) साहित्यक परिदृश्य, गीतिकाव्य के रूप में विद्यापति पदावली, राजकमल चौधरी का रचनाकर्म (आलोचना), जमाना बदल गया, सोना बाबू का यार, पहचान (हिन्दी कहानी), अभिधा (हिन्दी कविता–संग्रह), हाथी चलए बजार (कथा–संग्रह)।

सम्पादन: प्रतिनिधि कहानियाँ: राजकमल चौधरी, अग्निस्नान एवं अन्य उपन्यास (राजकमल चौधरी), पत्थर के नीचे दबे हुए हाथ (राजकमल की कहानियाँ), विचित्रा (राजकमल चौधरी की अप्रकाशित कविताएँ), साँझक गाछ (राजकमल चौधरी की मैथिली कहानियाँ), राजकमल चौधरी की चुनी हुई कहानियाँ, बन्द कमरे में कब्रगाह (राजकमल की कहानियाँ), शवयात्रा के बाद देहशुद्धि, ऑडिट रिपोर्ट (राजकमल चौधरी की कविताएँ), बर्फ और सफेद कब्र पर एक फूल, उत्तर आधुनिकता कुछ विचार, सद्भाव मिशन (पत्रिका)क किछि अंकक सम्पादन, उदाहरण (मैथिली कथा संग्रह संपादन)।

सम्प्रति नेशनल बुक ट्रस्टमे सम्पादक।

<u>बटुआमे बिहाड़ि आ बिर्ड़ो</u>

<u>(राजकमल चौधरीक उपन्यास) (आगाँ)</u>

मैथिली तँ आब संविधान स्वीकृत भाषा भ' गेल अछि, सन् १९५७मे,

जहिआ ई उपन्यास लिखल गेल छल, से बात नहि छलै; मैथिली भाषाक अधिकार लेल खूब–बर्चा होइ छलै। प्रवासी मैथिल लोकनि शहर–शहरमे भाषाई समिति बनबै छलाह। ओही समितिक माध्यमे किछु गोटए अस्तित्व रक्षा करै छलाह, किछु अस्मिता निर्माण; किओ अपन राजनीतिक उत्थान करै छलाह, किओ अकादमीक उन्नति; किओ कुण्ठा मेटबै छलाह, किओ रास–विलास; मुदा थोड़े लोक लेल धन्न सन। किऐ तँ ओ भूखसँ व्याकुल रहै छल। कहाँ दन कुरुक्षेत्रामे भूख लगला पर गान्धारी अपन बेटा सभक लहासक ढेरी पर चढ़ि फल तोड़ए लागल छलीह। भूख, मनुष्यक विवेक आ सम्वेदनाकें एहि तरहें आन्हर करैत अछि। एहना स्थितिमे भाषाक लड़ाइ लड़' लेल के जाएत? सोलह आना सत्य वचन थिक जे हरेक एहि तरहक आन्दोलनमे मुख्य रूपें लोक अपन–अपन लड़ाइ लड़ैत रहल अछि। संयोग थिक जे ई भाषाई आन्दोलन छल। जँ नहिओ रहितए तँ लोक कोनो आओर बाट ताकि लितए, जेना एखन लोक ताकि रहल अछि। भारतीय स्वाधीनताक बाद भारतीय नागरिकक विवेक एते बेसी आत्मकेन्द्रित भ' गेल, जे ओ समस्त आन्दोलनमे अपनाकें जोड़ि कए अपन लिप्सा आ कुण्ठामे तल्लीन भ' गेल। अपन स्थान तकबामे आ सुरक्षित करबामे लीन भ' गेल। स्वातन्त्रयोत्तरकालीन भारतीय लेखक मनुष्य जातिक अही वृत्तिकें उजागर करबामे लागल रहलाह अछि।

कलकत्ताक मैथिल समितिक भाषाई आन्दोलन, एहने आन्दोलन थिक, जाहिमे भुवनजी सगरो समाजमे बेस प्रतिष्ठित आ निविष्ट मानल जाइ छथि; मैथिल, मैथिली, आ मिथिलाक हित लेल बेस उदारतासँ काज करै छथि; लोक सब खूब मान–आदर करै छनि। मुदा ओएह लोक सभ जहिना सभा

सोसाइटीक प्रेमिका, उदात-यौवना निर्मलाजीकें भुवनजी संग उठैत बैसैत देखै छथि कि सगरो मैथिल समाज चर्चा कर' लगैत अछि जे हुनकर अपन स्त्राी महान कुरूपा छथिन तें निर्मलाजीक आँचर कसि क' धएने छथि।

नीलू, विष्णुदेव ठाकुर संग सिनेमा देखब पसिन नहि करै छथि, मुदा अन्हार रातिमे जखन देह व्याकुल करै छनि, तँ निर्वस्त्रा भेल कमलजीक अन्हार कोठलीमे पहुँचि जाइ छथि। सामाजिक यथार्थ आ दैहिक यथार्थक एहि तरहक निरूपण आन्दोलन उपन्यासकें ठोस, आ महत्त्वपूर्ण साबित करैत अछि। उपन्यासक कथाभूमि कलकत्ता थिक, मुदा कथाक जीवन पूर्ण रूपें मैथिल थिक। जीवन-यापन आ आत्म-स्थापन हेतु कलकत्ता शहरमे संघर्षरत मैथिलक स्वभाव, जागरूकता, आलस्य, उदारता, राग-द्वेष, मनोवेग, उन्माद, भाषा-प्रेम, स्वार्थ-सिद्धि हेतु चलाओल भाषाई आन्दोलनक छँि, आत्मविज्ञापन हेतु यत्रा-कुत्रा पाँखि पसारबाक ललक, फैंटेसी... समस्त स्थितिकें सूक्ष्मता आ मार्मिकतासँ एतए रेखांकित कएल गेल अछि। मैथिलीमे एहि कृतिकें पहिल राजनीतिक उपन्यास घोषित करबामे कोनो कोताही नहि हेबाक चाही। उपन्यासकार स्वयं एकरा प्रथम राजनीतिक उपन्यास अथवा राजनीतिक पर्यवस्थितिमे लिखल गेल प्रथम वृतान्तक उपन्यास' कहलनि अछि।

समाज-व्यवस्थाक नियम अछि जे मनुष्य ÷प्रभुत्व' आ ÷प्रतिष्ठा' अर्जित करए चाहैत अछि। अही दुनूमे कतहु ÷चरित्रा' सेहो नुकाएल अछि। ÷प्रभुत्व', ÷प्रतिष्ठा' आ ÷चरित्रा'--ई तीनू पद व्यावहारिक जीवनमे बड़ अमूर्त्त सन अछि। ई तीनू वस्तुतः की थिक? केहन चरित्राक मनुष्यकें केहन प्रतिष्ठा भेटतनि? कतेक प्रतिष्ठा अर्जित केलासँ मनुष्यकें कतेक प्रभुत्व हएत? कतेक प्रभुत्व आ प्रतिष्ठाधारी व्यक्तिक चरित्रा केहन हएबाक चाही?--अइ प्रश्नावलीक उत्तर कोनो समाजक आचार संहितामे स्पष्ट नहि अछि। मुदा लोक निरन्तर फिल्मिस्तानक ÷मुन्ना भाइ' जकाँ लागल रहै'ए। अपन आचरणक श्रेष्ठताक व्याख्या अपना तरहें करैत रहै'ए। आन्दोलन उपन्यासक कमलजी, भुवनजी, निर्मलाजी, सुशीला, नीलू, हेम बाबू... सबहक आचरण देखि उपन्यासकार राजकमल चौधरीक मोनमे जे ओझराहटि उपजै छनि, तकरे उघार करबाक प्रयास एहि उपन्यासमे कएल गेल अछि। धन्य छथि ओ समीक्षक, जिनका अइ उपन्यासमे एकसूत्राताक अभाव बुझाइ छनि।...वस्तुतः मनुष्यक मूल प्रवृत्ति थिक जिजीविषा; आ तकर प्राथमिक शर्त थिक--रोटी, सेक्स, सुरक्षा। एहि तीनू आश्यकताक पूर्ति हेतु दुनियाँक प्रत्येक प्राणी चुट्टीसँ बाघ, बाघसँ नढ़िया, नढ़ियासँ मनुक्ख भ' जाइए। जीवनक समस्त छल, छँि, ईर्ष्या, द्वेष, उदारता, ईमानदारी, त्याग, तल्लीनता, भय, साहस, स्पष्टता, प्रवंचना, खोशामद, ललकार, टोप-टहंकार, धर्म-पाखण्ड, नीति-विचार, दान-दक्षिणा, लूट-बटमार... आदिक स्वांग अही निमित्त करै'ए; सफल-असफल होइ'ए। सफलताक अहंकारमे उन्मादित रहै'ए, असफलताक कुण्ठामे गन्हाइत रहै'ए। बिसरि जाइ'ए जे अइ सफलातक मार्गमे ओ कतेक हीन भेल अछि, अथवा असफल होइत केतक नमहर भेल अछि। सम्पूर्ण ÷आन्दोलन' उपन्यास मानव जीवनक अही जटिल-गुत्थीक गाथा थिक। हमरा जनैत अइ उपन्यासक आश्रय-वृक्ष ÷मैथिल समिति' टा नहि रहितए तँ भाषा परिवर्त्तन क' कए एकरा सम्पूर्ण संसारक अथवा सम्पूर्ण मानवीय वृत्तिक कोनहुँ भाषाक उपन्यास कहल जा सकै छल।

मैथिलीमे तँ निश्चिते आन्दोलन उपन्यास एकटा नव शुरुआत थिक। आत्मकथात्मक शैलीमे लिखल जएबाक अछैत एहिमे कतहु आत्मश्लाघा अथवा आत्मसंकोचक स्वाभाविक त्राुटि नहि आएल अछि। कथावाचक कमलजी कलकत्ता महानगरमे आत्म-स्थापनरत छथि, भाषाई आन्दोलनमे सहभाग-सहकार द' रहल छथि, आन्दोलनी परिवारक हरेक व्यक्ति लेल तटस्थ आ ईमानदार आचरण रखै छथि। सम्पूर्ण उपन्यासमे कतहु स्पष्ट नहि होअए दै छथि जे ओ स्वयं किनका पक्षमे छथि। जे भुवनजी हुनका कलकत्ता महानगरमे पैर रोपबाक आधार देलकनि, नैतिक समर्थन देलकनि, स्नेह-प्रेम देलकनि, मान-सम्मानक मार्ग प्रशस्त केलकनि, तिनकहु लेल ओ कतहु पक्षपातक स्थिति अपन कथावाचनमे नहि आबए देलनि। नीलू, निर्मला, सुशीला... तीनू तीन आचणक स्त्राी छथि; तीनूक खोंइचा छोड़ा क' राखि देलनि, मुदा किनकहु पर अपन निर्णायक वक्तव्य नहि देलनि। स्वयं बदनाम गली धरि गेलाह, तकरहु उजागर करबामे संकोच नहि केलनि। लक्ष्य संधान छलनि मानवीय वृत्तिक स्पष्ट नक्शा उतारबाक, से अइ तटस्थ भावे टासँ सम्भव छल। इएह कारणो थिक जे आइ आ आइसँ पहिनहुँ अइ उपन्यासमे मूल मानवीय वृत्तिक एते रास छवि देखाइत अछि, देखाइ छल। महानगरीय परिवेशक प्रवासी मैथिल द्वारा चलाओल जा रहल भाषाई आन्दोलन एहि उपन्यासक आश्रय-वृक्ष भने रहल हो, मुदा सम्पूर्णतामे ई मिश्रित चित्रा खण्डक कथ्य-बहुल

उपन्यास थिक, जाहिमे क्षुधा, आत्म-सुरक्षा आ यौन-पिपासाक चारू भर चित्राखण्डक समायोजन भेल अछि। तथापि कथ्य एकटा सुगठित कौशलसँ रचल यथार्थ उद्बोधित, समाज सम्मत, विश्वसनीय वृत्तान्तक रूपमे सोझाँ आएल अछि।

रचनाकालक दृष्टिएँ ÷आन्दोलन' ÷आदिकथा'सँ पूर्वक उपन्यास थिक, मुदा विषय आ शिल्पक दृष्टिएँ ई बेसी प्रगतिशील, आधुनिक, आ ऊर्ध्वोन्मुखी अछि।

कोनो उपन्यास मनुष्य, मानवीय जीवन, जनजीवनक सामाजिक व्यवस्था आ ओकर वातावरणक कथा कहैत अछि। एहि अर्थमे उपन्यासमे ठाढ़ मनुष्यक क्रिया-कलापहिसँ उपन्यासक गरिमाकें चीन्हल-बूझल जा सकैत अछि आ उपन्यासकारक रचना-दृष्टिक मूल्यांकन कएल जा सकैत अछि। अर्थात् चरित्रा-चित्राण जाहि कृतिमे जतेक सन्तुलित आ स्पष्ट हएत ओहि कृतिक उद्देश्य आ वातावरणकें ओतेक स्पष्टतासँ बूझल जा सकत। सामान्यतया रचनाकार लोकनि अपन सृजित पात्राक चरित्रा पर समग्रतामे अपन टीका दै छथि। केहन लोक छथि, कते पढ़ल छथि, कोना कमाइ छथि, कोना खाइ छथि, की करै छथि...। चाही तँ सुविधा लेल एकरा व्याख्यापरक चरित्रा-चित्राण कहल जा सकैत अछि, मुदा एहिसँ बेसी सुविधा होइत अछि, पात्राक आचरण आ कथोकथनक आधार पर ओकर चरित्रा बुझबामे। एहिमे भावक लोकनि पात्राकें अपना नजरिएँ चिन्हबाक चेष्टा करै छथि। प्रायः इएह कारण थिक जे नाटक, अथवा नाटकीय शैलीक कृतिमे चरित्रा चित्राणक सुविधा बेसी भेटैत अछि। खास क' कए मनोविश्लेषणात्मक चरित्रा-चित्राण करबाक पर्याप्त सम्भावना रहैत अछि। इहो कहब समीचीन होएत जे राजकमल चौधरीक रचनामे अकारणे एते कथोपकथन नहि रहैत अछि। नाटकीय शैलीक एहि उपन्यासमे पात्राक मनोविश्लेषणक प्रभूत व्यवस्था अछि। रचनाक नायक-नायिका आ सहयोगी लोकनि पारस्परिक वार्तालाप आ अपन क्रिया-कलापसँ जते तरहें अपन चारित्रिक सीमा अंकित करैत'छि रचनाकार स्वयं टीका द' कए ओते विस्तारसँ कहिओ नहि कहि सकै छथि। एहिसँ कृति संक्षिप्त, दीप्त आ प्रभावकारी सेहो होइत अछि। सम्भवतः इएह कारण थिक जे राजकमल चौधरीक उपन्यास आकारमे एते छोट होइत अछि आ प्रभावमे एते विराट। वार्तालापसँ मनुष्यक सम्पूर्ण व्यक्तित्व ठाढ़ भ' जाइत अछि। शिल्प, शैली, वाक्य-संरचना, शब्द-चयन, सम्बोधन-अभिवादन, विषय आ विषयानुरक्तिसँ कोनहुँ व्यक्ति अपन सम्पूर्ण सोच-समझ-आचरण, कौलिक आ व्यावहारिक संस्कार, आर्थिक-शैक्षिक-सामाजिक पृष्ठभूमि स्पष्ट करैत अछि। जेना आन्दोलन उपन्यासक पात्रा सब कएने छथि।

भाँगक निशाँमे मातल कमलजीक कोठलीमे अल्पवयस नीलू अर्धनग्न अवस्थामे पहुँच जाइत अछि। ओहि अन्हार गुज्ज रातिमे बन्द कोठलीमे नीलू, कमलजीकें ÷भैया' कहैत अछि, मुदा सर्वस्व अर्पित करए चाहैत अछि। स्पष्ट अछि, जे किशोर वयक उन्माद आ उत्तेजनामे नीलू ÷सम्बोधन' आ ÷क्रिया'क बीचक समन्वय बिसरि गेल अछि। जे कमलजी यौन पिपासा मेटएबा लेल देह-व्यापारमे लिप्त स्त्राीक खोली धरि पहुँचि जाइ छथि, से कमलजी भाँगक घनघोर निशाँमे मातल छथि, आ अन्हार गुज्ज रातिमे बन्द कोठलीमे समर्पित नीलूकें बुझा-सुझा क' आपस क' दै छथि (आन्दोलन/पृ. ५०-५१)। मैथिलानी वेश्याक ताकमे जखन कमलजी बनगामबालीक खोलीमे पहुँचै छथि तँ सम्पूर्ण नक्शा उनटि जाइत अछि, हुनक विषय-वासना करपूर जकाँ बिला जाइत अछि (पृ. ३५-३७)। अइ वार्तालापमे आ एहने कतोक वार्तालापमे व्यक्ति, समाज, व्यवस्था, वातावरण आ मनोवेगक जतेक स्पष्ट छवि अंकित भेल अछि, ततेक स्पष्ट करब आन कोनो माध्यमे

असम्भव छल।

एतए नीलूक किशोरावस्था आ काम-पिपासा नीलूकें आन्हर क' देने अछि। ÷भैया' सम्बोधनक बादहु यौनाचार प्रतिवेदन अनर्गल थिक, मुदा एतए नीलूक वयसोचित उन्माद आ अपरिक्वतामे उचितानुचितक विवेक नुका गेल अछि, जे सहज अछि, सम्भाव्य अछि। मुदा तें, नीलूक चरित्रा घृणित नहि कहल जा सकैत अछि। अपरिपक्व रहितहुँ ओ सर्वस्व-अर्पण हेतु पात्रा-चयनमे असावधान नहि अछि, भुवनजीक आवासीय परिसरमे आओर कतोक पुरुख, मैथिल पुरुख बिलमल छथि, तिनका संग ओ एना नहि केलनि; महानगरीय वातावरणक विकृतिमे ओ निर्मलाजी अथवा सुशीला नहि बनि गेलीह। नीलूक समर्पणकें अस्वीकार करबाक अर्थ कमलजीक नपुंसकता अथवा निष्काम वृत्ति नहि थिक। से रहितथि तँ कमलजी वेश्यालय नहि जैतथि। मुदा कमलजी कामातुर राक्षस नहि छथि। से रहितथि तँ ओ सुशीलाक राति किनलनि, हुनका संग सब किछु कइए क' आपस होइतथि। समस्त मानवीय दुर्बलताक अछैत मनुष्यक विवेक ओकरा नैतिक रूपें विराट बनबैत अछि। समस्त दुर्बलता आ सबलताक सीमा बूझब समयक नायककें वास्तविक स्वरूप

दैत अछि आ ओकर चारित्रिक वैशिष्ट्य समकालीन समाजकें जीवन जीबाक दृष्टि आ नैतिक बल अनुसंधानक बाट देखबैत अछि। आन्दोलन उपन्यासक चरित्रा चित्राण तकरहि उदाहरण थिक।

(अगिला अंकमे)

1.सगर राति दीप जरय मैथिली कथा लेखनक क्षेत्रमे शान्त क्रान्ति–डा.रमानन्द झा 'रमण' 2. मिथिला विभूति पं मोदानन्द झा–प्रोफेसर रत्नेश्वर मिश्र

डा.रमानन्द झा 'रमण'

**21.01.1990-पहिल सगर राति दीप जरय, मुजफ्फरपुर**

**64म–सगर राति दीप जरय**

**मैथिली कथा लेखनक क्षेत्रमे शान्त क्रान्ति**

**रहुआ–संग्राम–11 नवम्बर, 2008**

**डा.रमानन्द झा 'रमण'**

**सगर राति दीप जरय (कथा पाठ एवं परिचर्चा) संकलन–डा.रमानन्द झा 'रमण'**

**क.सं. स्थान तिथि संयोजक अध्यक्षता/उदघाटन पोथी लोकार्पण ल◌े◌ाखक लोकार्पणकर्ता अन्य**

**1 2 3 4 5 6 7 8 9**

1 मुजफ्फरपुर 21.01.1990 प्रभास कुमार चौधरी रमानन्द रेणु – – शैलेन्द्र आनन्दक कथा

यात्रा–डा.रमानन्दझा रमण'

2 डेओढ़ 29.04.1990 जीवकान्त प्रभास कुमार चौधरी – – – –

3 दरभंगा 07.07.1990 डा.भीमनाथ झा/प्रदीपमैथिली पुत्र,

व्यवस्था–विजयकान्त ठाकुर

गोविन्द झा

1.सामाक पौती

2.मोम जकाँ बर्फ जकाँ

गोविन्द झा

अमरनाथ

डा.मुनीश्वर झा

प्रभासकुमारचौधरी

4 पटना 03.11.1990 गोविन्द झा

व्यवस्था–दमनकान्त झा

उपेन्द्रनाथ झा'व्यास'

एवं राजमोहन झा

- - - -

5 बेगूसराय 13.01.1991 प्रदीप बिहारी प्रो.रमाकान्त मिश्र 3.हमर युद्धक साक्ष्य मे डा.तारानन्द वियोगी उपेन्द्र दोषी –

6 कटिहार 22.04.1991 अशोक उपेन्द्र दोषी 4.ओहि रातुक भोर

5.अदहन

अशोक

शिवशंकर श्रीनिवास

डा.भीमनाथ झा

डा.रमानन्दझा रमण

विभूति आनन्दक कथा

यात्रा–डा.रमण

7 नवानी 21.07.1991 मोहन भारद्वाज प्रो.सुरेश्वर झा 6.समाड. रमेश कुलानन्द मिश्र –

8 सकरी 22.10.1991 प्रो.सुरेश्वर झा

व्यवस्था–डा.राम बाबू

ए.सी.दीपक 7.साहित्यालाप डा.भीमनाथ झा गोविन्द झा

-

9 नेहरा 11.10.1992 ए.सी.दीपक मन्त्रेश्वर झा – – – –

10 विराटनगर 14.04.1992 जितेन्द्र जीत डा.गणेश प्रसाद कर्ण

उद– गोविन्द झा

- - - नेपालमे मैथिली कथा –

डा.रमण

11 वाराणसी 18.07.1992 प्रभास कुमार चौधरी मायानन्दमिश्र/गंगेश गुंजन

उद–ठाकुर प्रसादसिंहएवं

पं.रमाकान्त मिश्र

- - - -

12 पटना 18.10.1992 राजमोहन झा सुभाषचन्द्र यादव – – – –

13 सुपौल 09.01.1993 केदार कानन बुद्धिनाथ झा 8.पुनर्नवा होइत ओ छौंड़ी विभूति आनन्द महाप्रकाश –

14 बोकारो 24.04.1993 बुद्धिनाथ झा गोविन्द झा – – – –

15 पैटघाट 10.07.1993 डा.रमानन्द झा'रमण' प्रो.उमानाथ झा 9.विद्यापतिक आत्मकथा गोविन्द झा प्रभासकुमारचौधरी –

16 जनकपुरधाम 09.10.1993 रमेश ंरंजन गोविन्द झा

उद–डा.रामावतार यादव

10.श्वेतपत्र

11.मिथिलावाणी–पत्रिका

12.गामनहि सुतैत अछि

13.मर्सिनी–उपन्यास

स.ंवियोगी एवं रमेश

मिलाप,जनकपुरधाम

महेन्द्र मलंगिया

डा.अरुणकुमार झा

डा.धीरेन्द्र

धूमकेतु

गोविन्द झा

डा.रामावतार यादव

-

17 इसहपुर 06.02.1994 डा.अरविन्द कुमार 'अक्कू' डा.भीमनाथ झा – – – –

18 सरहद 23.04.1994 अमियकुमार झा प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' - - - -

19 झंझारपुर 09.07.1994 श्यामानन्द चौधरी जीवकान्त – – – –

20 घोघरडीहा 22.10.1994 जीवकान्त राजमोहन झा 14.कथा कुम्भ सं.बुद्धिनाथ झा गोविन्द झा –

21 बहेरा 21.01.1995 कमलेश झा श्यामानन्द ठाकुर

उद–चन्द्रभानु सिंह

15.सत्य एकटा काल्पनिक

विजय

सारस्वत जीवकान्त –

22 सुपौल,दरभंगा 08.04.1995 कमलेश झा प्रो.रामसुदिष्ट राय 'व्याधा

उद–गोविन्द झा

- - - -

23 काठमांडू 23.09.1995 धीरेन्द्र प्रेमर्षि डा.धीरेन्द्र 16.नख दर्पण गोविन्द झा डा.यादव –

24 राजविराज 24.01.1996 रामनारायण देव डा.धीरेन्द्र

उद–डा.योगेन्द्र प्र.यादव–

मुख्य–गजेन्द्रनारायणसिंह,

मन्त्री, नेपाल सरकार

- - - -

25 कोलकाता

रजत जयंती

28.12.1996 प्रभास कुमार चौधरी गोविन्द झा

उद–यमुनाधर मिश्र

17.निवेदिता

18.कथाकल्प

सुधांशु'शेखर' चौधरी

डा.देवकान्त झा

गोविन्द झा

प्रभासकुमारचौधरी

-

26 महिषी 13.04.1997 डा.वियोगी/रमेश–

प्रायोजित

मायानन्द मिश्र 19.अतिक्रमण

20.हस्तक्षेप

21.शिलालेख

22.परिचिति

डा.तारानन्द वियोगी

डा.तारानन्द वियोगी

डा.तारानन्द वियोगी

सुस्मिता पाठक

गोविन्द झा

कुलानन्द मिश्र

सुभाषचन्द्र यादव

मोहन भारद्वाज

-

**2**

**सगर राति दीप जरय (कथा पाठ एवं परिचर्चा)**

**कसं.**

**स्थान तिथि संयोजक अध्यक्ष पोथी लोकार्पण ल◌े◌ाखक लोकार्पणकर्ता अन्य**

**1 2 3 4 5 6 7 8 9**

27 तरौनी 20.06.1997

यात्रीजन्मदिन

**शोभाकान्त जीवकान्त – – – –**

**28 पटना 18.07.997 प्रभास कुमार चौधरी हरिनारायणमिश्र/रामचन्द्र खान 23.समानान्तर रमेश प्रभास कुमार चौधरी –**

**29 बोगूसराय 13.09.1997 प्रदीप बिहारी प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन' 24.कुक्करूकू आ कसौटी चन्देश प्रभास कुमार चौधरी प्रभास कुमार चौधरीक**

**अन्तिम सहभागिता**

**30 खजौली 04.04.1998 प्रदीप बिहारी रमानन्द रेणु – – – –**

**31 सहरसा 18.07.1998 रमेश डा.महेन्द्र 25.ओना मासी डा.देवशंकर नवीन कुमारी ऋचा –**

**उद–गोविन्द झा 26.चानन काजर डा.देवशंकर नवीन मायानन्द मिश्र –**

**27.प्रतिक्रिया रमेश गोविन्द झा –**

32 पटना 10.10.1998 श्याम दरिहरे राजमोहन झा

उद–गोविन्द झा

28.भरि राति भोर के.डी.झा,श्यामदरिहरे एवं प्रदीप

बिहारी

उपेन्द्रनाथझा'व्यास'

**33 बलाइन, नागदह 08.01.1999 पदम सम्भव जीवकान्त – – – –**

**34 भवानीपुर 10.04.1998 डा.जिष्णु दत्त मिश्र कामिनी 29.काल्हि आ आइ डा.धीरेन्द्र जीवकान्त –**

35 मधुबनी 24.07.1999 सियाराम झा 'सरस'

व्यवस्था–डा.कुलधारी सिंह

राजमोहन झा

उद–डा.जयधारी सिंह

**30.काजे तोहर भगवान शैलेन्द्र आनन्द विभूति आनन्द –**

**36 अन्दौली 28.10.1999 कमलेश झा चन्द्रभानु सिंह – – –**

37 जनकपुरधाम 25.03.2000 रमेश रंजन डा.धीरेन्द्र

उद–डा.राजेन्द्र विमल

**. . . .**

38 काठमांडू 25.06.2000 .धीरेन्द्र प्रेमर्षि डा.रमानन्द झा'रमण' 31.मकड़ी प्ा्रदीप बिहारी महेन्द्र मलंगिया

उद–महेन्द्र कुमार मिश्र, सांसद 32.मिथिलांचलक लोक कथा डा.गंगा प्रसाद अकेला डा.रमानन्दझा'रमण'

33.शिरीषक फूल–'अनुवाद अकेला डा.रमानन्दझा'रमण'

34.हम मैथल छी–कैसेट सियाराम झा'सरस' डा.रामावतार यादव

35.मंडनमिश्र अद्वैतमीमांसा रमेश/दीनानाथ/सुरेन्द्रनाथ डा.रामावतार यादव

39 धनबाद 21.10.2000 श्याम दरिहरे एवं रामचन्द्र लालदास राजमोहन झा

उद–कीर्तिनारायण मिश्र

36.मनक आङ.नमे ठाढ़ डा.भीमनाथ झा राजमोहन झा

40 बिटठो 21.01.2001 डा.अक्कू बलराम 37.मातवर अशोक डा.धीरेन्द्र म्ैाथिली कथाक

व्यवस्था–प्रो.विद्यानन्द झा उद–कुलानन्द मिश्र 38.दृष्टिकोण सुरेन्द्रनाथ डा.भीमनाथ झा समस्या डा.भीमनाथ झा

41 हटनी,घोघरडीहा 19.05.2001 प्रो.योगानन्द झा/अजित कुमार

आजाद

**सोमदेव – – – –**

42 बोकरो 25.08.2001 गिरिजानन्दझा'अर्धनारीश्वर दयानाथ झा 39.निष्प्राण स्वप्न दयाकान्त झा हरेकृष्ण मिश्र

व्यवस्था–मिथिला सां.परिषद उद–हरेकृष्ण झा,भा.आ.सेवा 40मिथिलादर्पण( 1925/2001) पुण्यानन्दझा

स.डारमानन्द झा 'रमण'

फूलचन्द्र मिश्र 'रमण'

43 पटना

किरण जयन्ती

01.12.2001 अशोक सोमदेव 41.प्रलाप गोविन्द झा सोमदेव

चेेतना समिति, पटना 42युगान्तर विश्वनाथ गोविन्द झा

43एकैसम शताब्दीकघोषणा पत्र रमेश/श्याम दरिहरे/मोहन यादव राजमोहन झा

44 राँची 13.04.2002 कुमार मनीष अरविन्द साकेतानन्द 44चानन घन गछिया विवेकानन्द ठाकुर मोहन भारद्वाज

उद –परमानन्द मिश्र 45.शुभास्ते पन्थानः परमानन्द मिश्र साकेतानन्द

45 भागलपुर 24.08.2002 धीरेन्द्र मोहन झा योगीराज 45.कथा सेतु सं.प्रशान्त डा.बेचन

उद–डा.बेचन 47.पृृथा नीता झा राजमोहन झा

48.आउ, किछु गप्प करी कुलानन्द मिश्र डा.करुणाकर झा

**3**

**सगर राति दीप जरय (कथा पाठ एवं परिचर्चा)**

**क.सं. स्थान तिथि संयोजक अध्यक्ष पोथी लोकार्पण लेेखक लोकार्पणकर्ता अन्य**

**1 2 3 4 5 6 7 8 9**

46 विद्यापतिभवन,

पटना

16.11.2002 अजित कुमार आजाद मोहन भारद्वाज

उद.राजनन्दन लाल दास

49.काठ विभूति आनन्द डा.तारानन्द वियोगी –

50.एक फाँक रौद योगीराज गोविन्द झा –

51.तीन रंग तेरह चित्र डा.सुधाकर चौधरी सोमदेव –

52.उदयास्त धूमकेतु सोमदेव –

53.सांझक गाछ राजकमल,

सं.डा.दे.नवीन

रामलोचन ठाकुर –

54.सर्वस्वांत सकेतानन्द सोमदेव –

55.अभियुक्त.. राजमोहन झा सोमदेव –

56.यात्री समग्र सं.शोभाकान्त गोविन्द झा –

57.मैथिलीबाल साहित्य डा.दमन कुमार झा गोविन्द झा –

58.ज्ीम ब्वसवदपंस च्मतपचीमतलरू

प्ंहपदह डपजीपसं ; 1875.1955द्ध

डा.पंकज कुमार झा डा.हेतुकर झा –

59.मैथिल समाज

पत्रिका, नेपाल

स.ंधीरेन्द्र प्रेमर्षि – –

47 कोलकाता 22.01.2003 कर्णगोष्ठी, कोलकाता डा.रमानन्द झा'रमण'

उद–रमानन्द रेणु

60.आत्मालाप गोविन्द झा रमानन्द रेणु मैथिली कथाकवर्तमान

समस्या–.डा.वियोगी

48 खुटौना 07.06.2003 डा.महेन्द्रनारायण राम सोमदेव/उद–खुशीलाल

झा एवं रामलोचन ठाकुर

61.लाख प्रश्नअनुत्तरित रामलोचन ठाकुर सोमदेव

49 बेनीपुर 20.09.2003 कमलेश झा डा.फूलचन्द्र मिश्र'रमण'

उद–प्रो.रामसुदिष्ट राय 'व्याधा'

- - - -

50 दरभंगा

स्वर्ण जयन्ती

21.02.2004 डा.अशोक कुमार मेहता गोविन्द झा

उद–चन्द्रनाथ मिश्र'अमर'

62.दिदबल प्रभास कुमार चौधरी गोविन्द झा –

63.चितकावर हंसराज सोमदेव –

64.गंगा यन्त्रनाथ मिश्र गोविन्द झा –

65बाबाक विजया उमाकान्त मार्कण्डेय प्रवासी –

66.सरिसब मे भूत श्याम दरिहरे राजमोहन झा –

67.गहवर डा.महेन्द्रनारायण राम जयनारायण यादव –

68.हाथी चलय बजार डा.देवशंकर नवीन राजमोहन झा –

69.उगैत सूर्यक धमक सियाराम झा'सरस' डा.रमानन्द झा'रमण' -

70.आदमी के ँ जोहैत कीर्तिनारयण मिश्र मोहन भारद्वाज –

71.ओना कहबा लेल बहुत

किछु हमरा लग

कुलानन्द मिश्र कीर्तिनारयण मिश्र –

72.गाछ झूलझूल जीवकान्त गोविन्द झा –

73.खंजन नयन निरंजन अनंत बि.लाल.इन्दु' चन्द्रनाथ मिश्र'अमर' -

74.हम भेटब मार्कण्डेय प्रवासी गोविन्द झा

75.चिन्तन प्रवाह डा.धीरेन्दनाथ मिश्र् राजमोहन झा

76.दुर्वासा जयनारायण यादव गोपाजी त्रिपाठी

77.पाथर पर दूभि रमेश डा.शिवशंकर श्रीनिवास

78.कोशी घाटी सभ्यता रमेश डा.शिवशंकर श्रीनिवास

79जागि गेल छी डा.महेन्द्र ना.राम डा.रामदेव झा

**4**

**सगर राति दीप जरय (कथा पाठ एवं परिचर्चा)**

**क.सं. स्थान तिथि संयोजक अध्यक्ष पोथी लोकार्पण ल◌े◌ाखक लोकार्पणकर्ता अन्य**

**1 2 3 4 5 6 7 8 9**

50 दरभंगा 21.02.2004 डा.अशोक कुमार मेहता गोविन्द झा

उद–चन्द्रनाथ मिश्र'अमर'

80.हमरा मोनक खंजन चिडैया फूलचन्द्र मिश्र प्रवीण' मार्कण्डेय प्रवासी

81.जयमाला जयानन्द मिश्र चन्द्रनाथ मिश्र 'अमर'

82.माटिक आबाज मंजर सुलेमान मोहन भारद्वाज

83.इजोरियरक अंगैठी मोर स.ं माला झा अशोक

84.बेसाहल डा.रमानन्द झा'रमण मार्कण्डेय प्रवासी

85.यदुवर रचनावली डा.रमानन्द झा'रमण गोविन्द झा

86सगरराति दीप जरयक इतिहास डा.रमानन्द झा'रमण रमेष

87.अभिज्ञा डा.फूलचन्द्र मिश्र'रमण' डा.रमानन्द झा'रमण

88.विमर्श डा.भीमनाथ झा डा.देवेन्द्र झा

89.स्मरणक संग डा.विभूति आनन्द रतीष चन्द्र झा

90.कथा काव्य आ द्वादशी डा.अरुण कुमार कर्ण रमानन्द रेणु

91.तात्पर्य डा.अशोक कुमार मेहता अंजलि मेहता

92हेमलेट प्ा्रे.रमाकान्त मिश्र नीलमणि बनर्जी

93.लोरिक मनियार चन्द्रेश गोविन्द झा

94.कनुप्रिया अनु.श्याम दरिहरे श्यामसुन्दर मिश्र

95.मन्दाकिनी प्रभास कुमार चौधरी चन्द्रनाथ मिश्र 'अमर'

96.सीता व्यथा कथा अनन्त बि.लाल दास'

इन्दु'

डा.रामदेव झा

97.नागार्जुन के उपन्यास मोहित ठाकुर डा.सुरेश्वर झा

98.ैमसमबजमक च्वमउे वि ।उंत रमम म्ुारारि मधुसूदन ठाकुर .

99.अंतरंग हिन्दी पत्रिका.मैथिली

विशेषाक

स.ंप्रदीप बिहारी रमानन्द रेणु

51 जमशेदपुर 10.07.2004 डा.रवीन्द्र कुमार चौधरी सु◌ु◌रेन्द्र पाठक

उद–राजनन्दनलाल दास

मु.अति..सत्यनारायण लाल

- - - -

52 राँची 02.10.2004 विवेकानन्द ठाकुर डा.रमानन्द झा'रमण 100.स्वास स्वास मे विश्वास विवेकानन्द ठाकुर डा.रमानन्द झा'रमण

उद–राजनन्दन लाल दास 101.सम्पर्क–4 स.–सियाराम झा 'सरस' राजनन्दन लाल दास

53 देवघर 08.01.2005 श्याम दरिहरे एवं

अविनाश

दयानाथ झा

उद–यन्त्रनाथ मिश्र

- - - -

54 बेगूसराय 09.04.2005 प्रदीप बिहार रामलोचन ठाकुर

उद–सत्यनारासयण लाल

102.भजारल डा.रमानन्द झा'रमण कीर्तिनारयण मिश्र

103.सरोकार प्रदीप बिहार राजमोहन झा

104.औरत म◌े◌ानका मल्लिक ज्योत्सना चन्द्रम

105.अन्तरंग पत्रिका स.ं प्रदीप बिहारी डा.आनन्दनारायण शर्मा

55 प◌ू◌ार्णियाँ 24.06.2005 रमेश साकेतानन्द

56 पटना 03.11.2005 अजीत कुमार आजाद उद.गोविन्द झा 106.अतीतालोक गोविन्द झा राजमोहन झा

डा.फूलचन्द्र मिश्र 'रमण' 107.गामक लोक शिवशंकर श्रीनिवास डा.रमानन्दझा'रमण'

108.मैथिली कविता संचयन सं.डा.गंगेशगुंजन छठज् गोविन्द झा

109.मैथिली कथासंचयन छठज् स.ंशिवशंकरश्रीनिवास राजमोहन झा

110.बड अजगुत देखल शरदिन्दु चौधरी फूलचन्द्र मिश्र 'रमण'

111.किछ ुपुरान गप्प ,किछु

नव गप्प

कीर्तिनाथ झा गोविन्द झा

57 जनकपुरधाम 12.08.2006 रमेश रंजन महेन्द्रमलंगिया,उद–डा.रेवतीरमण

लाल वि.अ.–डा.रमानन्दझा'रमण'

- ' - -

**5**

**सगर राति दीप जरय (कथा पाठ एवं परिचर्चा)**

**क.सं. स्थान तिथि संयोजक अध्यक्ष पोथी लोकार्पण लोखक लोकार्पणकर्ता अन्य**

**1 2 3 4 5 6 7 8 9**

58 जयनगर 02.12.2006 श्री नारायण यादव

अध्य.–डा.कमलकान्त झा

उदघाटन–रामदेव पासवान

मु.अ.–भगीरथप्रसाद

अग्रवाल

**. . . .**

59 बेगूसराय 10.02.2007 प्रदीप बिहारी नवीन चौधरी 112.स्नेहलता डा.योगानन्द झा डा.तारानन्द वियोगी

60 सहरसा 21.07.2007 किसलय कृष्ण उद.डा.मनोरंजन झा

अध्य.डा.रमानन्द झा'रमण'

113.अक्षर आर्केस्ट्रा अनु-प्रदीप बिहारी डा.रमानन्द झा 'रमण'

61 सुपौल 01.12.2007 अरविन्द ठाकुर उद-डा.धीरेन्द धीर

अध्य. अंषुमान सत्यकेतु

114.अन्हारक विरोध मे अरविन्द ठाकुर अजित कुमार आजाद

62 जमष्ेदपुर 03.05.2008 डा.रवीन्द्र कुमार चौधरी उद-विद्यानाथ झा'विदित'

अध्यक्ष-विवेकानन्द ठाकुर

. . . .

63 राँची 19.07.2008 कुमार मनीष अरविन्द उद-.डा.विदित

अध्य. विवेकानन्द ठाकुर

एवं डा.रमानन्द झा'रमण'

115.समय षिला पर सुरेन्द्रनाथ डाविद्यानाथझा'विदित'

64 रहुआ संग्राम 08.11.2008 डा.अषोक कुमार झा'

अविचल'

(अगिला अंकमे)



ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आऽ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रोडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। मिथिला पेंटिंगक शिक्षा सुश्री श्वेता झासँ बसेरा इंस्टीट्यूट, जमशेदपुर आऽ ललितकला तूलिका, साकची, जमशेदपुरसँ।

ज्योति झा चौधरी, जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। "मैथिली लिखबाक अभ्यास हम अपन दादी नानी भाई बहिन सभकेँ पत्र लिखबामे कएने छी। बच्चेसँ मैथिलीसँ लगाव रहल अछि। -ज्योति

उपसंहार :

कलकत्ता शैक्षणिक यात्रा, १९९० - ९१:

टिस्को स्कूल सऽ जे एजूकेश्नल टूर अर्थात् शैक्षणिक यात्राक व्यवहार छल से किताबी ज्ञानके वास्तविक रूपसऽ सिखाबऽमे सहायक तऽ छल। संगे अहि सऽ अपन चरित्रनिर्माण मे सेहो सहायता होइत छलासब संगे मिलिकऽ रहैमे बहुत किछु सिखैके सेहो अवसर भेटै छलाउदाहरणार्थ किछु विद्यार्थी एहेनो छलैथ जे अपने मे मस्त रहैत छलैथ। हुनका सबके विद्यालय सऽ घरक रस्ता के अतिरिक्त आर किछु बाहरी दुनियाक खबरि नहि रहैत छलैनाएहेन लोकसब जखन ऑल राउण्डर विद्यार्थी सबसऽ भेंट करैत छथि तऽ हुनका सबके आन कार्यमे र रुचि बढ़ै छैनाकिछु विद्यार्थी सबके अपन अभिभावक पर आश्रित रहैके अतिशय अभ्यास होएत छैन । एहेन बच्चासबमे आत्मनिर्भता आबैत छैाअपन कैरियर आदिक चयन स्वयम् करैके क्षमता आबैत छैातथा आकस्मिक आब वला विषम परिस्थिति सऽ भीड़क आत्मविश्वास आबै छै।

ई तऽ भेल शैक्षणिक यात्राक विशेषता। आब हम अपन अनुभव कहै छीाहमरा अहिबेरका टूर वास्तव मे शैक्षणिक यात्रा लागल। इण्डियन म्यूज़ियम सऽ इतिहासमे, बॉटेनिकल गार्डेन सऽ वनस्पति विज्ञानमे, चिड़ियाखाना सऽ जीवविज्ञानमे, बिरला म्युज़ियम सऽ तकनीकमे, तथा पलैनेटोरियम सऽ खगोलशास्त्रमे जानकारी बढ़लाहमरा सबके भोजनमे कोनो दिक्कत नहि भेलाजेँ कोनो छात्र छात्राके स्वास्थ्य खराब होएत छलैन तऽ शिक्षक सब पूरा ध्यान राखै छलखिनाओ सब कखनो अभिभावक सऽ दूर हुअ के अनुभूति नहिं हुअ दैत छलैथाशिक्षक सबके जीवनमे तऽ कतेक छात्र सब आबैत छैनालेकिन हम विद्यार्थी सब लेल ई शिक्षकसब अविस्मरणीय छैथाहुनकर सबसऽ जे मार्गदर्शन हमरासबके भेटैत अछि से आजीवन याद रहैत अछि आऽ काज आबैत अछि।

## अनाम कथा– प्रेमचन्द मिश्र

पी. सी. मिश्र गामक एकटा कम प्ढ़ल–लिखल युवक छथि, उम्र करीब २४ वर्ष। ६ साल पहिने गामसँ दिल्ली आयल छलाह। संघर्षरत जीवनसँ सफर करैत आब ठीक–ठाक अवस्थामे छलाह यानि ताहि समयमे एकटा मध्यम् वर्गक युवककेँ तनख्वाह जे हैत से तनख्वाह पावैत छलाह आ संगे गामसँ अयलाक बाद दिल्लीमे किछु नीक लोकक संपर्कमे रहलासँ अंग्रेजी फर्राटेसँ बजैत छथि यानि कि अंग्रेजी बजैत काल कियो नहि कहि सकैत छनि जे ओ पढ़ल–लिखल कम छथि। ताहि कारण लोककेँ कहैत छथिन सत्यता– जे हम पढ़ल–लिखल कम छी– तँ लोक मजाक बुझैत अछि। एकटा प्राइवेट कम्पनी, जे ट्रैवेल एजेन्टक काज करैत अछि, मे पी.सी.मिश्र रंजीतक, जे हुनकर रिश्तामे भागिन छथिन मुदा कम्पनीमे उच्च पदपर छथिन्ह, केर संग कज करैत छथि। पी.सी.मिश्र विवाह योग्य भऽ गेल छथिन, पिताजी बुढ़ापामे प्रवेश कऽ लेने छथिन। ओऽ चाहैत छथि जे जहिना पैघ भाई सभक विवाह भऽ गेल छनि, हुनको विवाह कऽ देल जाय। कारण एकटा छोट भाई सेहो छनि, रुपैय्या पाइ कमा लैत छथि आऽ अपन आब कोन भरोस। कखन छी कखन नहि छी। चुंकि जमाना बदलि गेल छैक, ताहि हेतु पी.सी.मिश्रासँ संपर्क केलन्हि जे लोक सभ बहुत परेशान करैत छथि अहाँक विवाह लेल, से की कहैत छी। हुनकर जवाब छलनि, जे पिताजी हमर किछु शर्त अछि विवाहमे। तँ पिताजी कहलखिन– ठीक छै, रातिमे भौजीसँ गप्प करायब, ठीक छै। रातिमे भोजनक बाद पी.सी.मिश्रा जी भौजीक द्वारा अपन शर्त पठेलन्हि– एक विवाहमे रुपैय्या पैसाक आदान–प्रदान नहि, यानि बिना पैसाक विवाह–आदर्श विवाह। दोसर लड़की पढ़ल–लिखल आऽ अंग्रेजी बजनाय अनिवार्य ताकि बच्चाक शिक्षा उच्च होय। तेसर द्विरागमन जल्दी होय ताकि साल भरि जे अपन संस्कार यानी विध–विधानमे कम खर्च होयत। चारिम जिनका ओहिठाम विवाह होय ओ हमर तुलनामे गरीब होय ताकि हुनका ओहिठाम सम्मान बेसी भेटत।

ई सभ शर्त सुनि हुनकर पिताजी कहलनि– हम शर्तसँ बहुत प्रसन्न छी, लेकिन सभ शर्त हमरासँ भऽ सकत मुदा दोसर शर्त हमरा विश्वास नहि अछि की गामक लोक पूरा करए देत वा नहि। ताहि हेतु कहबनि जे एहन कुनू भेट जानि तँ ओऽ हमरा कहि देत। ई बात रंजीतकेँ पता लगलनि, तँ ओहो सोचलन्हि जे कोनो सम्पर्कक आदमीसँ पी.सी.मिश्राक विवाह करल जाय तँ उत्तम। ई दू–चारि ठाम बजलाह जाहिमे "श्रीमति महारानी मिश्रा" जे रंजीतक भाभी आऽ पी.सी. मिश्राक रिश्तामे भौजी छलथिन केँ सेहो पता लगलन्हि। अपन छोट बहिन अनीता झाक ननदि छलथिन सोनी आ हुनकर उम्र १९ साल रहनि। ओऽ अपन बाबूजी श्री भरत झाकेँ कहलथिन जे ई कथा मुफ्तमे भऽ जाएत। ओऽ अपन जमाय दिलीप झाकेँ फोनसँ संपर्क केलन्हि। दिलीप झाक बाबूजी १० साल पहिने स्वर्गवासी भऽ गेल छथिन, ताहि हेतु बहिन सोनीक विवाह दिलीप झा आऽ विनय झाकेँ करबाक छनि। ई सभ बात सुनि दिलीप झा अपन पत्नी अनीताकेँ कहलथिन जे ई काज बुझू मँगनीमे भऽ जाएत। ई बात सुनिते अनीता कहलथिन जे अहाँ देरी नहि करू आऽ जयपुर जाऊ। बुझू लक्ष्मी चलि कऽ आबि गेल छथि। ई बात ओऽ विनय झाकेँ सेहो कहलन्हि आऽ सोनीक दूटा नीक फोटो लऽ जयपुर आबि गेलाह। आब महारानी रंजीतक द्वारा पी.सी.मिश्राकेँ जयपुर बजेलन्हि। होलीक बहन्ना बना कय अपन दफ्तरसँ रंजीत आऽ पी.सी.मिश्रा जयपुर गेलाह। साँझक हवाई जहाजसँ जयपुर पहुँचलाह। पहुँचलाक उपरान्त चाय–पानिक बाद महारानी पी.सी.मिश्रासँ बजलीह– बौआ विवाह कहिया करब, आब तँ लगन आबय बला छैक आऽ विवाह योग्य भय गेल छी। हम काकासँ बात करू? पी.सी.मिश्र हँसैत कहलन्हि– जे भौजी हमर किछु शर्त अछि, से जँ पूरा भय जायत तँ हम विवाह एखन कय लेब। ई गप सुनि महारानी कहलथिन बुझू बौआ जे अहाँक विवाह भऽ गेल आऽ अपन बातसँ पलटब नहि। पी.सी. एकरा एकटा मजाक बुझि ठहक्का लगा कऽ हँसऽ लगलाह। तावत लगभग रातिक ११ बाजि गेलैक। महारानी कहलथिन– चलू खाना खाऽ लिअ, रुकू हम खाना लगावैत छी। रातुक भोजनमे दू तोर भेल, एक बेर भोजनक लेल बैसलाह पी.सी.मिश्रा, रंजीत ठाकुर आऽ रामानन्द मिश्रा। भोजनक उपरान्त ओऽ तीनू गोटे पहिल तलपर गेलाह सुतक लेल। दोसर बेर फेर भोजन लागल जाहिमे भरत झा, दिलीप झा, राजू झा व नूनू झा – राजू आ नूनू झा महारानीक छोट भाई छथिन–, फेर सभ अपन–अपन बिस्तरपर सुतक लेल गेलाह। भोर भेल चायक आयोजन भेल। सातू गोटे भरत झा, दिलीप झा, रामानन्द मिश्रा, राजू झा, नूनू झा, रंजीत ठाकुर, पी.सी.मिश्रा व महारानी चायक पश्चात् गप्प करए लगलाह। महारानी बजलीह–बौआ विवाह कहिया तक करब। मजाकक स्वरमे पी.सी.मिश्रा बजलाह– देखियौक आब जल्दी करब, कारण जे बाबूजीक फोन आयल छल जे लोक सभ परेशान करैत अछि विवाहक लेल, तँ आब जल्दी भऽ जाएत। ई सुनिते भरत झा बजलाह जे कतेक पैसा लेताह। पी.सी.मिश्रा कहलथिन जे एहन कोनो बात नहि छैक। ई शब्द पूरा होइसँ पहिने बीचेमे रंजीत बजलाह– लड़की जँ नीक भेटत तँ कोनो पाई–रुपैया नहि। ई शब्द सुनिते पाछूसँ महारानीक माय बजलीह– जे कही तँ अनीताक ननदिसँ करा दियौन, लड़की तँ बड़ भव्य छथिन, सज्जन–भव्य व धार्मिक प्रकृतिक घरक, सभटा काज आ लूरि–व्यवहार जनैत छथिन्ह। ई बात पूरा भेलाक बाद महारानी बजलीह जे ओझा ओतेक पाई कतएसँ देथिन्ह। ताहिपर रंजीत बजलाह– पाइक कोनो प्रश्न नहि छैक, हुनकर किछु शर्त छन्हि ओऽ चारूटा शर्त दोहरेलन्हि। ताहिपर दिलीप

झा बजलाह– हम चारू शर्तसँ परिपूर्ण छी। ई बात सुनि रामानन्द मिश्र बजलाह जे जल्दीमे काज नहि होयबाक चाही। पहिने ई शर्तपर चिन्तन कैल जाऊ। कारण जे सवाल दू टा जिनगीक अछि आ शर्तक कोनो जवाब नहि अछि। एहन सोच तँ बहुत कम लोकक होइत छनि, ताहि हेतु पुनर्विचार करू।

ई बात पूरा भेलाक बाद दिलीप झा बजलाह जे लड़कीक फोटो देख लेल जाओ आऽ हमहु पढ़ल–लिखल छी आऽ पेशासँ एकटा प्राइवेट शिक्षक छी ताहि हेतु शिक्षाक महत्व बुझैत छी। ई बात सुनिते भरत झा बजलाह– रंजीत ई (फोटो दैत) लिअ आऽ अहाँ सभ देख लिअ। हम भीम बाबू (समधि) सँ बात कऽ लैत छी। बिच्चेमे रंजीत फोटो लैत आऽ पी.सी.मिश्राक हाथ पकड़ैत पहिल तलसँ ऊपर छतपर गेलाह आऽ मजाकक तौरपर बजलाह जे देखू भाई जँ अहाँ नहि करब तँ हमही दोसर विवाह कय लेब। हमरा तँ लड़की बहुत पसन्द अछि। ई कहैत पी.सी.मिश्रकेँ हाथ फोटो पकड़ेलन्हि। फोटो बहुत आकर्षक छल। पी.सी.मिश्र कहलथिन– फोटो तँ बहुत आकर्षक अछि, हमरा किछु सन्देह भऽ रहल अछि। रंजीत उत्तर देलन्हि– भाभी झूठ नहि कहतीह। संदेहक मतलब अछि भाभीपर शक करब। ताहिपर पी.सी.मिश्रा जवाब देलन्हि– हम शकक नजरिसँ नहि देखैत छी, चलू जे छथि, ई तँ हमर शर्तमे नहि शामिल अछि। लेकिन लड़की पढ़ल–लिखल अवश्य चाही। सुन्दर–खराब कोनो बात नहि अछि ई बात करैत दुनू नीचाँ अएलाह। एतबामे महारानी पुनः चाह अनलन्हि, फेर चाहक चुश्की लैत रंजीत बजलाह– देखू सभ बात बुझू भऽ गेल। आगू बात जे बरियाती ६५–७५ तक जाएब आऽ सत्कारमे कोनो तरहक शिकायत नहि। ई बात सुनैत दिलीप झा बजलाह जे सरकार हम गरीब छी, हमरासँ संभव नहि अछि ७५ टा बरियाती, हमरा किछु छूट देल जाऊ! लेकिन सत्कारमे कोनो त्रुटि नहि होएत। ई बातक बिच्चेमे महारानी बजलीह जे लड़काकेँ एकटा अंगूठी आऽ दू भरीक सोनाक चेन (सीकरी) आऽ लड़कीक नामसँ ५१,०००/–क फिक्स डिपोजिटक कागज ओझाजी दऽ देथिन, बरियाती ५१ टाक बात फाइनल, बस आब ने बौआ। ने ई किछु बजताह आऽ ने ओझा किछु बजताह! आर खान–पीन दिन घरक प्रत्येक सदस्यकेँ नीक आऽ ५ टूक कपड़ा। बस रंजीत आब किछु नहि बाजू आऽ ओझाजी अहूँकेँ एतेक तँ करए पड़त। रंजीत किछु बजैक उत्सुकता देखबैत छलाह की बिचमे भरत झा बजलाह जे फेर विवाहसँ एक साल तक दुनू दिस लड़की वलाक काज छैक, रंजीत ताहि हेतु आब बुझू जे ई बहुत महग भऽ गेल।

(अगिला अंकमे)

## *१. नवेन्दु कुमार झा पटनासँ आऽ २. ज्योति लन्दनसँ*


नवेन्दु कुमार झा (१९७४– ), गाम–सुवास, भाया–केवटसा बरुआरी, जिला–मुजफ्फरपुर। समाचार वाचक सह अनुवादक (मैथिली), प्रादेशिक समाचार एकांश, आकाशवाणी, पटना।

## शिक्षा दिवस समारोह–छात्र–छात्रा आ बाल वैज्ञानिक देखौलनि अपन प्रतिभा

देशक पहिल शिक्षा मंत्री मौलाना अबुल कलामक १२०म जन्म दिवस बिहारमे शिक्षा दिवसक रूपमे मनाओल गेल। मौलाना आजादक जन्म दिवस मनेबाक लेल सरकारी स्तरपर कतेको कार्यक्रम सम्पन्न भेल। राजधानी पटनाक गाँधी मैदानमे दू दिवसीय शिक्षा दिवस सेहो सम्पन्न भेल। दू दिनक एहि कार्यक्रमक अन्तर्गत सरकार द्वारा शिक्षाक क्षेत्रमे कएल जाऽ रहल काज आऽ सरकारक उपलब्धि जनताक सोंझा आनल गेल। स्कूली छात्र सभक कला सांस्कृतिक कार्यक्रमक माध्यमसँ आऽ हुनक प्रतिभा एहिमे लागल विज्ञान प्रदर्शनीमे दृष्टिगोचर भेल। आकर्षक ढंगसँ बनल कतेको पैवेलियनमे विभिन्न संस्थान अपन प्रकाशन आऽ पाठ्यक्रमक जानकारी सेहो उपलब्ध करौलक।

सरकार द्वारा एहि कार्यक्रमक आयोजनक उद्देश्य पछिला तीन सालक सुशासनमे शिक्षा क्षेत्रकेँ प्राथमिकता दऽ जे सभ काज कएलक अछि ओहिसँ बिहार जनताकेँ अवगत करा प्रदेशमे शिक्षाक नव वातावरणबनाएब छल। एहि अवसरपर विविध क्षेत्रमे अपन उत्कृष्ट प्रतिभासँ देश-विदेशमे बिहारक नाम रौशन कएनिहार छात्रकेँ सम्मानित कएल गेल जाहिमे आइ.आइ.टी.क टॉपर शिति कंठ, सी.एल.टी.क पी.जी.मे प्रथम स्थान प्राप्त भावना सिंह, ए.आइ.आइ.एम.एस.मे सफल मधुकर दयाल, आइ.आइ.टी. जमशेदपुरक परीक्षामे तेसर स्थान प्राप्त प्रणव कुमार सिंह, निफ्टमे तृतीय स्थान प्राप्त रोहित कुमार, यू.पी.एस.सी. सी.पी.एफ.२००८क परीक्षामे द्वितीय उत्तम कश्यप आऽ अन्तर्राष्ट्रय ज्योतिष ओलम्पियाडमे स्वर्ण पदक विजेता शांतनु अग्रवाल "बिहार गौरव सम्मान"सँ अलंकृत भेलाह। एकर अतिरिक्त बिहार संयुक्त प्रवेश परीक्षामे एकसँ तीन रैंक प्राप्त करऽबाला छात्र, आइ.आइ.टीमे नामांकित तेरह टा छात्र आऽ माध्यमिक परीक्षामे प्रदेश आऽ जिला स्तरपर टॉपर नौ टा छात्रकेँ सेहो प्रशस्ति-पत्र आऽ टाका दऽ सम्मानित कएल गेल। एहि वर्षक माध्यमिक परीक्षाक टॉपर कुणाल प्रतापकेँ सरकार पचीस हजार टाका दऽ सम्मानित कएलक। सभकेँ शिक्षा देएबाक लेल चलाओल जाऽ रहल सर्व शिक्षा अभियानमे उत्कृष्ट काजक लेल "प्रथम मौलाना आजाद शिक्षा पुरस्कार" श्रीमती रुक्मिणी बनर्जीकेँ देल गेल। माध्यमिक आऽ इंटरमीडिएट परीक्षाक एहि वर्षक सभ संकायक टॉपरकेँ प्रशस्ति पत्र आऽ २५-२५ हजार टाका दऽ सम्मानित कएल गेल। दू दिनक एहि कार्यक्रमक क्रममे गोटेक १५० सँ बेसी आयोजित शैक्षिक गतिविधि आऽ प्रतियोगिता सभमे चयनित डेढ़ दर्जन छात्रकेँ स्मृति चिन्ह आऽ प्रशस्ति-पत्र दऽ पुरस्कृत कएल गेल। एहि मेलामे आयोजित राज्य स्तरीय विज्ञान प्रतियिगिताक विजेता नीतेश, क्वीज प्रतियोगिताक विजेता शिवानन्द गिरी आऽ अनुराधा कुमारीकेँ पुरस्कार स्वरूप लैपटाप प्रदान कएल गेल।

एहि समारोहक अवसरपर ३६म राज्य स्तरीय जवाहर लाल नेहरू बाल विज्ञान प्रदर्शनीक आयोजन सेहो कएल गेल जाहिमे बाल वैज्ञानिक सभ द्वारा बनाओल गेल गोटेक १०० मॉडलक प्रदर्शन कएल गेल। राज्य शिक्षा शोध आऽ प्रशिक्षण परिषद् द्वारा आयोजित एहि प्रदर्शनीक विषय छल "वैश्विक संपोषणीयता के लिए विज्ञान और प्रौद्योगिकी"। विज्ञानक प्रति छात्र-छात्रा आऽ जनसामान्यमे सहज आऽ स्वाभाविक अभिरुचि उत्पन्न करैत एहि प्रदर्शनीमे बाल वैज्ञानिक सभ खूब उत्साहित छल। एहि माध्यमसँ सर्वश्रेष्ठ तीन मॉडलक बाल वैज्ञानिकक चयन पूर्वी भारत विज्ञान मेला आऽ राष्ट्रीय विज्ञान प्रदर्शनी लेल कएल गेल। एहि ठाम लागल मैथिली, भोजपुरी, हिन्दी, मगही आऽ उर्दू अकादमीक स्टॉलपर लोक सभ भाषा अकादमी सभक प्रकाशन आऽ गतिविधिक जानकारीक संग किताबक खरीद सेहो कएलनि। चाणक्य लॉ युनिवर्सिटी, चन्द्रगुप्त प्रबंधन संस्थान, काशी प्रसाद जायसवाल शोध संस्थान, पटना विश्वविद्यालय, इग्नू, माइक्रोसाफ्ट, इंटेल, एडुकैम्प आदि कतेको संस्थान अपन पाठ्यक्रम आऽ गतिविधिक जनतब देलक। बिहार विद्यालय परीक्षा समितिक स्टॉलपर माध्यमिक आऽ इंटरमीडिएटक कला, विज्ञान आऽ वाणिज्यिक टॉपर छात्रक उत्तरपुस्तिका सेहो पैघ संख्यामे छात्र सभ खरीदलनि।

पछिला किछु वर्षसँ प्रदेशक शिक्षा-व्यवस्था ध्वस्त भऽ गेल छल। प्रदेशमे नीतीश सरकारक सत्तारूढ़ भेलाक बाद एहिमे सुधारक आश बनल छल, जाहिमे प्रगति देखल जाऽ रहल अछि। प्रतिभासँ भरल एहि प्रदेशक छात्रकेँ शिक्षा दिवसक अवसरपर सरकारक उपलब्धि आऽ कार्यक्रमसँ एकटा किरण देखाई पड़ल अछि, मुदा ई उपलब्धि मात्र कार्यक्रमक आयोजन धरि सीमित नहि रहए एकर ईमानदारीसँ सरकारी स्तरपर प्रयास चलैत रहल तँ शिक्षाक क्षेत्रमे बिहार गौरव फेरसँ लौटि सकैत अछि।

## ३२म राष्ट्रीय पुस्तक मेला-पुस्तक प्रेमीमे भेल नव उत्साहक संचार

बिहार सरकार आऽ पटना जिला प्रशासनक सहयोगसँ नेशनल बुक ट्रस्ट द्वारा आयोजित ३२म राष्ट्रीय पुस्तक मेलामे उमरल पुस्तक प्रेमी सभक भीड़सँ एक बेर फेर साबित भेल जे प्रदेशक जनतामे पढ़बाक जिज्ञासा एखनो बनल अछि। ई पुस्तक मेला छात्र-युवा नेनासँ बुजुर्ग धरि सभ पुस्तक प्रेमीमे एकटा नव उत्साहक संचार कएलक। जखन कि पहिनहिसँ एकटा आन पुस्तक मेला एहि गाँधी मैदानमे चलैत छल तथापि एहि पुस्तक मेलामे जाहि तरहक भीड़ उमड़ल ओहिसँ लगैत छल जे पाठक कतेक दिनसँ किताबक भूख मेटेबाक लेल बेचैन छलाह। एहि मेलामे लागल स्टॉल सभपर पुस्तक प्रेमीक भीड़ देखि प्रसिद्ध कवि अशोक वाजपेयीक ई टिप्पणी जे "साहित्यक पाठक आऽ रसिक एखनो बिहारमे छथि आऽ बिहार नहि होइत तँ हमरा सभमे सँ कतेकोकेँ ई पता नहि चलैत जे हमरा सभक लिखल केओ पढ़बो करैत अछि" स्पष्ट करैत अछि जे गरीब बिहार शैक्षणिक रूपसँ एखनो अमीर अछि। एहि मेलामे विविध विषयक पुस्तक प्रकाशक द्वारा तँ उपलब्ध कराओल गेल संगहि एन.बी.टी. हिन्दी, उर्दू, मैथिली आऽ आन भाषाक कतेको लब्ध प्रतिष्ठित साहित्यकारसँ सोझां-सोझी अनौपचारिक गप-सप करा पाठक आ लेखकक बीच संवाद स्थापित करा लेखक साहित्य रचना, प्रक्रिया आऽ हुनक साहित्यिक यात्रा आऽ पाठकक मनक जिज्ञासाकेँ शान्त करौलक। ट्रस्ट अधिकारी देवशंकर नवीन जनतब देलनि जे एहि मेलामे देशक गोटेक १५० प्रकाशकक पुस्तक १७५ स्टॉलपर पुस्तक प्रेमीक लेल उपलब्ध कराओल गेल।

एहि मेलामे सभक लेल हुनक मन पसन्दक पुस्तक उपलब्ध छल। महान् विभूतिक जीवन यात्रा हो कि आत्म-कथा, नव-पुरान साहित्यकारक संग कालजयी साहित्यकारक कहानी-संग्रह, कविता-संग्रह, उपन्यास सभ एक संग मेलामे पुस्तक-प्रेमीकेँ अपना दिस ध्यान आकृष्ट कएलक। पाठक सेहो एहि अवसरक पूरा लाभ उठौलनि आऽ अपन रुचिकर पुस्तकक खरीददारी कएलनि। मेलामे आधा आबादीक प्रतिनिधित्व सेहो पैघ संख्यामे देखल गेल। महिला साहित्यकार आऽ लेखकक साहित्यिक कृति तँ उपलब्ध छल संगहि हुनक रुचिवाला खान-पान, सौंदर्य आदिसँ संबंधित पुस्तक लेनाई प्रकाशक नहि बिसरल छलाह। प्रतियोगी छात्र आऽ नेना सभक लेल सेहो पुस्तक पर्याप्त उपलब्ध छल। जहिना साहित्य प्रेमी एहि मेलाकेँ गंभीरतासँ लेलनि तहिना प्रकाशक सेहो साहित्यिक पुस्तकक पूरा सेटक प्रदर्शन कएलनि। मेलामे विज्ञान संकायक पुस्तकक अभाव विशेष रूपसँ छात्र सभकेँ खटकल।

मैथिली भाषीक लेल ई पुस्तक मेला पुस्तक खरीदबाक लेल नीक अवसरपर रहल। साहित्य अकादमी द्वारा प्रकाशित पुस्तक अकादमीक स्टॉलपर पचास प्रतिशत छूटक संग उपलब्ध रहल आऽ एकर लाभ उठबैत मैथिली प्रेमी पैघ संख्यामे पुस्तकक खरीद कएलनि। मैथिली अकादमीक सेहो नव रूप एहि मेलामे देखल गेल। एहि सभक मध्य हरियाणा पुलिस अकादमीक स्टॉल आकर्षणक केन्द्र बनल रहए जतए संवेदी पुलिस सजग समाजक नारा बुलन्द करैत अकादमीक अधिकारी पुलिस आऽ जनताक मध्य संवाद स्थापित करबाक लेल कएल जाऽ रहल अभ्यास आऽ विभिन्न कानूनक जानकारी उपलब्ध कराओल गेल।

प्रकाशक सभक लेल सेहो ई पुस्तक मेला एकटा नव अनुभव दऽ गेल। मेलामे भेल बिक्रीसँ उत्साहित प्रकाशक कहलनि जे जतेक पाठक बिहारमे छथि ओतेक आर कतहु नहि अछि। गरीबी आऽ अशिक्षाक बावजूद पुस्तकक प्रति भूख अपना आपमे एकटा मिशाल अछि। ओऽ आशा जतौलनि जे अगिला साल एहि ठाम अन्तर्राष्ट्रीय पुस्तक मेलाक आयोजन भऽ सकैत अछि।

एहि पुस्तक मेलामे बंग्ला भाषाक साहित्यकार नजरुल इस्लाम, तेलुगु कवि बरबर राव, हिन्दीक अरुण कमल, केदारनाथ सिंह, गंगा प्रसाद विमल, अशोक वाजपेयी, उर्दूक हुसैनुल हक, अब्दुस्समद, मैथिलीक मोहन भारद्वाज, पं गोविन्द झाक अलावा जुबैर रिजवी, कीर्ति नारायण मिश्र, अवधेश प्रीत, कर्मेन्दु शिशिर आदि कतेको साहित्यकार पुस्तक प्रेमी सभसँ संवाद कएलनि। मेलाक समापनक अवसरपर बहुभाषी कवि गोष्ठीमे हिन्दी, मैथिली उर्दू आऽ भोजपुरीक कतेको कवि अपन कविताक पाठ कएलनि।

२. ज्योति लन्दनसँ



लन्दनक चित्रकला प्रदर्शनी

लन्दनक एक प्रसिद्ध आर्ट गैलेरीमे ईलिंग आर्ट ग्रुपक ९३म वार्षिक चित्रकला एवम् हस्तकला प्रदर्शनीमे माननीय सदस्यगण सहित हमहुं अपन चित्रकला शामिल केने रही।हम तीनटा मधुबनी मिथिला चित्रकला आ एकटा महाकवि स्वर्गीय विद्यापतिजीक पेसिंल स्केच प्रदर्शित केने रही।ओतय २०० सऽ बेसी अनेको प्रकारक उत्कृष्ट नमूना उपलब्ध छल।अहिमे लगभग ३' बाइ ५' के विशाल आकारक कैनवास पर बनल ऑयल पेण्टिग एक्रिलिक पेण्टिग आदि मिडियासऽ बनल आकर्षक चित्र सब उपस्थित छल। किछु मात्र प्रदर्शनी लेल छलै आ बेसी विक्रय हेतु उपस्थित छलै। न्युनतम दाम £ ५० छल।

देखनाहरक भीड़ सेहो खूब छल।अंग्रेज सब सेहो मिथिला पेण्टिग लग रूकै छलैथ आ हमरा सऽ किछु जानकारी प्राप्त करैके कोशिश सेहो केलैथ। विदेशमे अहि कलाक प्रति लोकक रूचि सराहनीय अछि।

## मिथिलांचलक सूर्य पूजन स्थल



डॉ प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन' (१९३८- )- ग्राम+पोस्ट- हसनपुर, जिला-समस्तीपुर। पिता स्व. वीरेन्द्र नारायण सिँह, माता स्व. रामकली देवी। जन्मतिथि- २० जनवरी १९३८. एम.ए., डिप.एड., विद्या-वारिधि(डि.लिट)। सेवाक्रम: नेपाल आऽ भारतमे प्राध्यापन। १.म.मो.कॉलेज, विराटनगर, नेपाल, १९६३-७३ ई.। २. प्रधानाचार्य, रा.प्र. सिंह कॉलेज, महनार (वैशाली), १९७३-९१ ई.। ३. महाविद्यालय निरीक्षक, बी.आर. अम्बेडकर बिहार विश्वविद्यालय, मुजफ्फरपुर, १९९१-९८.

मैथिलीक अतिरिक्त नेपाली अंग्रेजी आऽ हिन्दीक ज्ञाता।

